अवानिच महात्मना जगतियेन भूमिभुजा

परापरपयोनिधि प्रथम मैत्र पात्रं सरः॥६॥

नरपतिउलमान्यः कर्णशिक्षावदान्यः

परिचित परमार्थो दानतुष्टार्थिसार्थः।

निजचरितपवित्रोदेक सिंहस्य पुत्रः

सजयति शिवसिंहो वैरिनागेन्द्र सिंहः॥७॥

ग्रामेगृहणंत्यमुष्मिन् किमपिनृपतयोहिन्दवोऽन्ये तुरूष्का

गोकोलम्वात्म मांसैः सहितमनुदिनं भुज्यतेते स्वधर्मम्।

येचैनं ग्रामरत्नं नृपकर रहितं पालयंति प्रतापै___

स्तेषां सत्कीर्ति गाथा दिशि दिशि सुचरंगीयतां वन्दिवृन्दै॥८॥

लसं २९३ शाके १३२४ शिवसिंह राजा भेलाह। चारि मीमाँसाक बाद विद्यापतिकेँ विस्फी ग्राम दानक ताम्रपत्र देलन्हि।

१३२६मे हरसिंह देव तिरहूत छोड़ि नेपालक जंगलमे गेलाह। भाला परगन्नामे उमगाममे गुप्त रहबाक हेतु एकटा प्रसिद्ध किला छल। कामेश्वर पण्डितकेँ बादशाहसँ राज्य भेटलन्हि मुदा सिद्धपुरूष होएबाक कारणे ओ अंगीकार नञ केलन्हि। फिरोजशाह भोगीश्वरकेँ राज देलन्हि। भोगीश्वरसँ भवसिंह राज्य बटलन्हि। १३६०मे भोगीश्वर मरि गेलाह आर गणेश्वर राजा भेलाह। गणेश्वरकेँ भवसिंहक पौत्र (त्रिपुर सिंहक पुत्र) मारि देलकन्हि। हर्षण ठाकुरक पौत्र रत्नाकरक हाथ सेहो एहिमे छल। गणेश्वरक पुत्र वीरसिंह आर कीर्तिसिंह दिल्ली पहुँचलाह आर बादशाहक मदतिसँ कीर्तिसिंह राजा भेलाह। अर्जुन पुरादित्य द्रोणवारक हाथे मारल गेलाह।

शिव सिंह १५वर्षक अवस्थामे पिताक जीवतहि राजा भेला। देवसिंह देवकुली बसौलन्हि (दरभंगाक चटरीसँ सबाकोस दक्षिण)। शिवसिंहपुर (गजरथपुर)क स्थापना शिवसिंह करौलन्हि। देवसिंहक बाद शिवसिंह तीन वर्ष नौ मास राज्य केलन्हि। एकवेर पकड़ाकेँ दिल्ली गेल छलाह। अंतमे यवनसँ पराभूत भए उत्तर पहाड़मे चलि गेलाह। विद्यापति लखिमाकेँ लऽ कए द्रोणवार पुरादित्यक ओतए रहे लगलाह। शिवसिंहक मंत्री चन्द्रकरक पुत्र अमृतकर पटना जाए बादशाहसँ अभयदान लऽ कए बछौरमे पद्मामे रहए लगलाह। लखिमा १२वर्षक बाद सती भेलीहे तकर बाद एक वर्ष पद्मसिंह राज्य केलन्हि आर तकर बाद पद्मसिंहक रानी विश्वास देवी १२वर्ष धरि। भाला परगन्नामे बिसौली गाम विश्वास देवीक नामपर अछि। ***विश्वास देवीक बाद धीर सिंह प्रसिद्ध हृदयनारायण तत्पर राजा भैरव सिंह हरिनारायण मिथिलामे १४००मीमाँसक जमघट भेल छल भैरवसिंहक पुत्र हरिनारायण (?) भैरवसिंह बछौर परगन्नामे वरूआर नामक गाममे अपन राजधानी बनौलन्हि___

परिशिष्ट ५

राजा संग्राम गुप्त देवक पंचोभ अभिलेख

(मुल हमर '**सिलेक्ट इन्स क्रियसिन आफ बिहार**'मे प्रकाशित अछि।)

लहेरियासरायक समीप पंचोभ ग्रामसँ एकटा ताम्रलेख बहुत दिन पूर्वहि बाहर भेल छल जे मिथिलाक इतिहासक दृष्टिकोणसँ महत्वपूर्ण कहल जा सकइयै। एहि अभिलेखमे तिथि नहि अछि परञ्च लिपिक आधारपर एकरा १३म शताब्दीमे राखल जा सकइयै। ई अभिलेख माण्डलिक राजा संग्राम गुप्तक थिक। एहिमे निम्नलिखित ६राजाक उल्लेख अछि___

i) यज्ञेश गुप्त,     संभव जे ई लोकनि उत्तर गुप्त वंशसँ सम्बन्धित होथि।

ii) दामोदर गुप्त,

iii) देवगुप्त,

iv) राजदित्य गुप्त,

v) कृष्णगुप्त,

vi) संग्रामगुप्त।

एहिमे उपर्युक्त मात्र तीनटाकेँ राजा कहल गेल छैक। संग्राम गुप्त स्वयं ''**परमभट्टारक महाराजाधिराज परमेश्वर महामाण्डलिक**'' आदि पदवीसँ विभूषित छथि। ई सभ कोनो सोमवंशी अर्जुनक वंशज कहल गेल छथि। भऽ सकैत अछि जे ई सम्राट हर्षवर्द्धनक राज्यपाल अर्जुन (जे तिरहूतक राज्यपाल छलाह)क वंशज होथि। किछु इतिहासकार एहिमे वर्णित स्थानक मिलान मूंगेर जिलाक जयनगरसँ करैत छथि जे हमरा बुझने अस्वाभाविक अछि आर एहि वंशकेँ पाल अथवा सेनवंशक सामंत माण्डलिक सिद्ध करबाक चेष्टा करैत छथि। ई निर्णय तथ्यपूर्ण नहि बुझना जाइत अछि कारण ताहि दिनमे मिथिलामे कर्णाट वंशक शासन सर्वशक्तिमान छल। दरभंगा (आब मधुबनी जिला)मे सेहो **जयनगर** नामक एकटा प्रसिद्ध ऐतिहासिक स्थान अछि। हमरा बुझने संग्राम देव अवश्ये एहिठाम कर्णाट वंशक महामाण्डलिक रहल होएताह आर पञ्ची प्रबन्धक पहिने ई ताम्र पत्र प्रकाशित भेल होएत कारण एहुमे कोलाञ्च ब्राह्मणकेँ दान देबाक व्यवस्था देखबामे अवइयै। प्रशासनिक शब्दावलीक दृष्टिये सेहो ई अभिलेख महत्वपूर्ण मानल जाइत अछि। प्रशासनिक शब्दावलीक सूची हम मिथिलाक प्रशासनिक इतिहासक क्रममे लिखि चुकल छी तैं एहिठाम दोहराएब उचित नहि बुझना जाइत अछि। संग्राम गुप्तक सम्बन्ध जे मंतव्य पहिलुक विद्वान लोकनि देने छथि से हमरा मान्य नहि अछि आर हमर अपन विचार ई अछि आर हमर अपन विचार ई अछि जे ई लोकनि मिथिलाक छलाह आर एहिठामक कोनो शासकक महामाण्डलिक रहल हेताह।

**परिशिष्ट ७**

**मिथिलासँ प्राप्त किछु हिन्दू आर मुस्लिम अभिलेख**

**(१) अशोकक पंचम स्तंभलेख (रमपुरवा : चम्पारण)**

१ देवानं पिये पियदसि लाज हेवं आह। सड्ढवीसति साभि सितेनमे इमानि पि जातानि अवध्यानिकयानि। सेयथ २ सुके सालिक अलुने चकवाके। हँसे नंदीमुखे गेलाहे जतूक अंबाक पिलिक दुग्ले अनठिक मछे वेदवेयके ३ गंगा पुपुटकेँ संकुज मछे कफट सेयके पंन ससे सिमले संडके ओक पिंडे पलसते सेन कपोते ४ गाम कपोते सबे चतुपदे ये पटिभोगं नो एतिन च खादयाति। अजका नानि एलका च सूकली च गभिनीव ५ पाय मीना व अवध्य पोतके च कानि आसं मासिके। विधि कुकुटे नो कट विये। तुसे सजी वेनी झापयति विये। ६ दाबे अनठाये व विहिसाये व नो झापयितविये। जीवेन जीवे नो पुसितविये। तीसू चातुं मासु तिस्यं पुनंमासियं ७ तिनि दिवसानि चस्वुदसं पंनडसं पटिपदं धुवाये च अनुपोसथं मछे अवध्ये नोपि विकेतविये। एतानि येव ८ दिवसानि नागं वनसि केवट भोगसि यानि अंनानिपि जीवनिका यानि नोहं तवियानि। अठमि पखाये चावु दसाये ९ पंतऽसाय तिसा ये पुनावसुने तीसु चातुं

मासीसु सुदिवसाये गोने नो निलाखेतविये। अजके एलके सूकले १० एवापि अंने नील्वखियति नो नीलखित विये। तिसाय पुना वसुने चातुं मास प्रखाय अस्वस गोनस ११ लखने नो कट विये। याव सङ्कवीसति वसाभि सितेनमे एताये अंतलिकाये पंन वीसति बन्धन मोखानि कयनि।

**(२) अशोकक षष्ठम स्तम्भ लेख (रमपुरवा : चम्पारण)**

१ देवानं पिये पियदसि लाज हेवं आह। दुवाऽस वसाभि सितेन मेघंमलिपि लिखापित लोकस हित सुखाये। से तं अपहट २ तं धंम बढ़ि पापोव। हेवं लोकस हित सुखे ति पटिवेखामि अथ इयं नातिसु हेवं पत्या संनेसु हेवं अपक ठेसु। किमं कानि ३ सुखं आव हामी ति तथा च विदहामि। हेमेव सर्वकायेषु पटिवेखार्नि। सर्वपासंग पिमे पूजित विवधाय पूजाय। ए चुइयं। ४ अतन पचूप गमने से मे मोख्यमुते। सङ्कवीस वसाभि सितेनमे इयं धंम लिपि लिखापिति।

(३) वैशालीसँ प्राप्त किछु महत्वपूर्ण शिलालेख

१ ध्रुवस्वामिनीक मुद्रा अभिलेखे महाराजाधिराज श्री चन्द्रगुप्त पत्नी श्री गोविन्द गुप्त माता श्री ध्रुवस्वामिनी (एहिपर शीघ्रहि हमर लेख प्रकाशित भए रहल अछि।) २ घटोत्कच गुप्तस्य।

(४) संघ श्रेणी एवं राजकर्मचारी लोकनिक मुद्रा लेख

१ कुमारामात्याधिकरणत्य। २ युवराजपादीय कुमारामात्याधिकरण। ३ श्रेष्ठिसार्थवाहकुलिकनिगम। ४ श्रीयुवराजभट्टारापादीय कुमाराअधिकरणस्य ५ श्रीपरमभट्टारकपादीय कुमारामात्याधिकरण। ६ युवराजभट्टारकपादीय......काधिकरणस्य ७ युवराजभट्टारकपादीय बालाधिकरणस्य ८ श्रीरणभाण्डागाराधिकरणस्य ९ दण्डपाशाधिकरणॅस्य १० महाप्रतिहार तरवर विनयशूरस्य ११ महादण्डनायक अग्निगुप्तस्य १२ भट्टास्वपति यज्ञवत्सस्य १३ तीरभुक्त्यौ परिकाधिकरणस्य १४ तीरभुक्तौ विनयस्थितिस्थापकाधिकरणस्य १५ तीर कुमारामात्याधिकरणस्य १६ उदानकूपे परिषदः १७ वैशाल्याधिष्ठानाधिकरण १८ वैशाल्यामरप्रकृतिकुटुम्बिनाम् १९ वैशाल विषयाः २० श्रेष्ठकुलिकनिगम् २१ वैशाली अनुटकारे सम्यानक २२ सुजातर्षस् २३ आम्रात्केश्वर २४ श्रीविष्णुपाद स्वामीनारायण २५ जयत्यानंतो अभवान साम्बा २६ जिलं भगवतोनंतस्यनन्देश्वरी वरस्वामिनः २७ नमः पशुपतेः २८ रविदास २९ भगवतादितस्य ३० राज्ञोमहाक्षत्रपस्य स्वामीरूद्रासिंहस्य दुहितु राज्ञोमहाक्षत्रपस्य स्वामीरूद्रसेनस्य भगिन्या महोदेव्यां प्रभुदमायाः।

३१ देयधमोयम् प्रवर महायानायिनः करणिक उच्छाह माणकस्य सुतस्य यदत्रपुण्यं तद्भवत्व चर्योपाध्याय मातापित्रोरात्मनश्च पूर्वगमं कृत्वा सकल सत्वरासे रनुत्तर्ज्ञानावाप्रयैति।

३२ कुमारामात्याधिकरणश्च सर्व्वंग विषये ब्राह्मणाद्यपुरस्सरान् वर्त्तमानांभविनश्च्य श्रीसामंत......विषयपतिंसाधिकरणान्......व्यवहारी जनपादान बोधयत्यस्तु ओ विदितम्।

३४ श्री लोकनाथस्य

३५ ल.स. २३६ शोधरवाली श्री चण्डेश्वरस्य कीर्ति ___

एहिमे लक्ष्मण सम्वत् देल अछि ताहि आधारपर एकरा महाम्तक चण्डेश्वरक अभिलेख मानि सकै छी।

५किछु दिन पूर्व मुजफ्फरपुर जिलांतर्गत कटरा थानासँ पाँचम छठम शताब्दीक एकटा ताम्रलेख भेटल अछि जे गुप्तकालीन थीक आओर जाहिमे तीरभुक्तिक उल्लेखक संगहि संग चामुण्डा विषयक उल्लेख सेहो अछि। ई अभिलेख आओर चम्पारणसँ प्राप्त तीन चारिटा ताम्रलेख अप्रकाशित अछि आओर चम्पारणसँ प्राप्त तीन चारिटा ताम्रलेख अप्रकाशित अछि आओर ई पटना प्रमण्डलक विद्वान

आयुक्त श्री श्रीधर वासुदेवसोहनीक संग छन्हि। आशा अछि ज ओ शीघ्रे एहि सभ अभिलेखकँ प्रकाशित करौताह।-आब ई ताम्रलेख एफिगेआफिताशण्डिकाक वाल्युम ३५मे प्रकाशित भS चुकल अछि। ओहिठाम मोतिहारीसँ प्राप्त दूटा आर अभिलेख प्रकाशित अछि।

६ गुप्तकालीन एकटा मुद्रा (माटिक) हमरा बेगूसरायमे प्राप्त भेल छल जाहिमे एकपीठपर गुप्ताक्षरमे लेख अछि आओर दोसर पीठपर मिथिलाक्षरमे आओर लं.सं.क उल्लेख सेहो अछि। (मुद्राक गुप्ताक्षर वाला लेख) सुहमाकस्य सुहमाकस्य (मिथिलाक्षर वाला लेख) सं. ६७द्यौ पौशदिने नगम केदत्तम् दूभम् शाध्येच्यैकेः केशवपदे इति ई मुद्रा हमरा लग अछि।

एकर अतिरिक्त बुद्धमंत्र ये धम्महेतु प्रभवा......आदि लिखल ढ़ेरक ढ़ेर मूर्त्ति मिथिलामे भेटइत अछि।

८ पालकालीन मिथिलाक शिलालेख

(i) भागलपुर कौपरप्लेटमे तीरभुक्ति आओर कक्ष (विषयक उल्लेख अछि आओर ओहिमे कहल गेल अछि जे तीरभुक्तिमे हजार शिवमन्दिरक निर्माण भेल छल, (ii) इमाद (मुजफ्फरपुर जिलासँ पाप्त) अभिलेख। महिपाल प्रथमक अभिलेख ॐ श्रीमान महिपाल देव राजसम् ४८ ज्येष्ठ दिने सुकलपक्षे २ आलै चकोऽरि माहवसुत साहि देवधर्म्म, (iii) वनगाँव (सहरसा)सँ प्राप्त विग्रहपाल तृतीयक ताम्र अभिलेखः, ई सभटा अभिलेख हमर **'सेलक्ट इ.सक्रिय सनस आफ बिहार'**मे छपल अछि।

(पाँति २४): काञ्चनपुर समावासीता श्रीमञ्जय स्कन्ध वारात परम सौगतो महाराजाधिराज श्रीमन्नयपालदेव पादानुध्यातः परमेश्वरः परम भट्टारको २५: महाराजाधिराजः श्रीविग्रहपाल देवः कुशली। तीरभुक्तौ हौद्रेय वैषयिक वसुकावर्त्तात। यथोप्तत्या पंचशत्ति कांशे। २६: समुपगता शेष....३७ शाण्डिल संगोत्राय। ३८ शाण्डिल्यासित देवल प्रवराय नरसिंहसँ ब्रह्मचारिणे। छन्दोग्य शाखाध्यायिने। मीमाँसा व्याकरण तर्क विद्याविदे। ३९ कोलाञ्च विर्निगताय। इट्टाहाक वास्तव्याया योग स्वामी पौत्राय। तुंग पुत्राय। श्री घण्टुक शर्मणे। विषुवत स%कांत्याम्। विधिवत्। गं। ४० गायाम् स्नात्वा शासनी कृत्य प्रदत्तास्माभिः।

(iv) नौलागढ़ (बेगूसराय)सँ प्राप्त विग्रहपाल तृतीयक सिद्धम्

श्री विग्रहपाल देव राज्ये सम्वत् २४ क्रिमिलिया शौण्डिक महामती दुहित्रा धाम्मजिपल्या आशोककया कारिता॥

(v) नौलागढ़सँ प्राप्त दोसर अभिलेख

नमोधर्माय......श्रद्धा कारूण्य संभेदरदान मस्तुम माये पुण्यधारां। भिक्षा भुजामित्यमायधतुमक्ष। वाट (वदि)...आश्रय भान्वत। यद वध (च) स्वाहा (or श्रद्धा) क्रौद्विचिंता....भा..वमद...दमल व्यबस्थिताह....श्रद्धाया भाव (च)...यद् गृहादि (धै)....याद दक....बिहार...एहि अभिलेखसँ संदिग्ध रूपें ई बुझना जाइत अछि जे पालकालमे मिथिलामे नौलागढ़ अंचलमे कोनो एकटा बौद्ध बिहार अवश्य छल।

अन्यान्य अभिलेख

पंचोभ ताम्रलेखक किछु अंश

पांति १ श्री संग्रामगुप्तः २ ॐ स्वस्तिः परम भट्टारक महाराजाधिराज परमेश्वर, परममाहेश्वर, वृषध्वज, सोमांवयज्ञार्जुन वंशोन्न जयपुर ३ परमेश्वर महामाण्डलिक श्रीराजादित्य गुप्तदेव पादानुध्यात राजपुत श्रीकृष्णगुप्त सुत परमभट्टारक महाराजाधिराज ४ परमेश्वर परममाहेश्वर वृषध्वज सोमान्वयजार्ज्जुन वंशोद्भव जयपुर परमेश्वर महामाण्डलिक श्रीमत् संग्रामगुप्त देवपाद प्रवर्द्धमान विजयराज्ये ५ ___ सप्तदश सम्वत्सरे कार्तिक कृष्ण नवभ्यां तिथौ श्री मज्जयस्कन्धवारात् अयदेव महाराजाधिराज महामाण्डलिक श्रीमत् संग्रामगुप्त देवोविजयी....

६ ७ महासान्धिविग्रहिक, महाव्यूहपति महाधिकारिक, महामुद्राधिकारिक महामत्तक, महापीलुपति, महासाधनिक, महाक्षपटलिंक, महाप्रतिहार, महाधर्माधिकरणिक, महाकरणाध्यक्ष, ८ वार्त्तिनैबन्धिक, महाकटुक, महौत्थिक, तासनिक, महादण्डनायक, महादानिक, महापंचकुलिक, महासामंतराणक, महाश्रेष्ठिदानिक्, धूलिदानिक, घट्टपाल, खण्डपाल, नरपति, गुल्मपति, ९ नौ बलव्यापृत गोमहिषवड़बाध्यक्ष १०राजपादोपजीविनी......११-............समस्तपीड़ोपकर वर्ज्जितो अचाटभट प्रवेषो महतानुग्रहेण

एहि अभिलेखमे शासन सम्बन्धी बहुतो एहेन शब्दक उल्लेख भेल अछि जकर विश्लेषण एखनो धरि फरिछाकेँ नहि भेल अछि। ई सभ अभिलेख हमर Selected Inscription Of Bihar मे प्रकाशित अछि।

आसीक (महिआहीक) पाथर लेख

जातो वंशे विल्व पंचाभिघाने धमाध्यक्षो वर्द्धमान भवेशात्। देवा स्याग्रे देवयष्टि ध्वजाग्रा रूढ़ँ कृत्वाऽस्थाप्य द्वैन तेयम्।

एहिमे नैयायिक वर्द्धमानक उल्लेख भेल अछि।

तिलकेश्वरगढ़क अभिलेख

अब्देनेत्र शशांकपक्ष गणिते श्री लक्ष्मणाक्ष्मपतेर्मासि श्रावण संज्ञकेँ मुनि तिथौ स्वात्यांगुरुउशोभने। हावीपतन संज्ञकेँ सुबिदिते हैहट्टदेवी शिवा कर्मादित्य सुमंत्रिणेह विहिता सौभाग्य देव्याज्ञा ___

एहि अभिलेखमे रानी सौभाग्य देवी, मंत्री कर्मादित्यक उल्लेख संगहि हैहट्ट भगवतीक उल्लेख सेहो भेल अछि।

खोजपुरक अभिलेख

एक महत्वपूर्ण अभिलेख खोजपुरक दुर्गाक मूर्त्तिपर अछि जाहिमे ल. स. १४७क उल्लेख भेल अछि आओर मदनकपुत्र सूर्यकरक नाम सेहो उल्लिखित अछि।

कन्दाहाक अभिलेख

कन्दाहा अभिलेखक उल्लेख पूर्वहि राजनैतिक इतिहासमे भए चुकल अछि। स्मरणीय अछि जे एहि अभिलेखमे 'विल्वपंचकुलोद्भुत्' शब्द व्यवहृत अछि जे वर्द्धमानक आसीक अभिलेखमे अछि।

भगीरथपुरक अभिलेख

पांति १ स्नुषाहरिनारायण क्षितिपतेर्ग्गतेः क्ष्माभृतां बधूत्रृ पतिमण्डली। महितराम भूमीपतेः २ द्विजोत्तम सुखप्रदानृपति कंसनारायण प्रवीरजननीमुदा मठमधीकरत सुन्दरम्। ३ दानैर्य्या दलयाम्बभूवँ जगतां दारिद्रं यमत्युत्कटं कीर्त्यायाः सुन्दर तरान् लोकांश्चकारायुतान। ४ किञ्चोच्चैर्व्विनयात्रयाश्च वशतां नीतोयया बान्धवाः सेयं विश्वविलक्षणोज्जवल गुणग्रामा मठं निर्ममे। ५ वेद रन्ध्रहरनेत्र चिन्हते लक्ष्मणस्य नृपतेर्म्म तेब्दके। विश्वविश्रु तगुणागुणालयं देवतालय मर्मुमुदाऽकरोत।

६- कविता माधव सुकवे: कीतिदेव्या: सुघाम्बुधि स्फीता। त्रिभुवन भुवना-भोगे विलसुत कल्पान्तपर्यन्तम्।। ७-देवीदेवलयमियममु कारयामास कृच्छे भक्त्या नक्त दिनमथमति क्ता यैषांशेषे जगति गजीनाथ नायस्थ योषा भूषा भ्रूता विविकोविधया रुपनारायरास्य । ८- धन्वा का कीर्तिरस्या कुलधर कविता कीर्तनीयानुम3त्या लक्ष्मी: सा कापि लक्ष्मीधरमुपगता साधवारधनाया। सूनुज्जियान् यदीयो

यवनपयिभयाधाकस्तीरभुक्तौ राजाराधिराज; समर:"स: कंसनारारौ सौ"" श्रीमदनुमतिदबी नाकज्ञया:-मिथिलाक राजनैतिक एवं सांस्कृतिक इतिहासक दृष्टिकोरासँ ई अभिलेकख बड़ड महत्वपूर्णा अछि।

- **श्रीनगर (मघेपुरा) क अभिलेख**
- मगरध्वज योगी १०० इयह अभिलेख एकटा अन्धराठाड़ीमेसेहो अछि।
- **वरांटपुर (सहरसा) क अभिलेख**
- श्रीमन्माहेश्वरी वरलब्ध सत्क्रिया दविराजमान बुद्धेश वंशस्य सदा चन्द्रराजद श्रीमत् सर्व्वसिंहदेव विजयी
- **लदहोद विषणुमूर्त्तिक पादुका लेख**
- (एखनधरि अप्रकाशित छल) श्रीरामनाथ राजन्यी विष्णु:सेवक सेवक: स्वरेर देव तलयो विष्णुर्नाम करिष्यति।
- मिथिलामे एखनो असंख्य लेख सब चारुकात छिडिआएल पड़ल अछि तैँ प्रत्येक मैथिलक ई कर्तव्य होइछ जे ओ लोकनि एहिदिसि ध्यान दुए ओकर संग्रह करथि। जे शिलालेख सब राजनैतिक इतिहासवाला खण्डमे छपि चुकल छल से एहिठाम नहि देल गेल अछि।
- **२० मिथिलासँ प्राप्त किछु मुस्लिम-अभिलेख**
- (i) महेशवरा (बेगूसराय) सँ प्राप्त १२६१ ई० एकटा अरबी शिला लेख १६५५ मे प्राप्त भेल जे भण्डारकर शोघसंस्थान (२६४६) मे प्रकशित भेल अछि। एहिमे भवन बनेबाक उल्लेख अछि। ई लेख बंगाल सुलतान रुकबुद्दीन कैकाउसक समय थीक। (ii) तुगलकककालीन वेदीवन (चम्पारणा) अभिलेख २ तमास शुद इन हलकात-उल-अक्ताव-उल अकवर दर २ अहाद इसहान शाह-इ-आदिल शाह मुहम्मद ३ बिन तुग- लक शाह लजलामुकोहुब दौलतहु ४ अनाम बजैल इज्जुद दौलत वद्दीन ५ काजी-इ-मुहर खासब जिकरुल्लाह बकर ६ वोएन वन्दाह महमुद विनुयुसुफ अलमुलकावा ९ विष्टुम मह-इ- रबिउल अब्वल सनत सब ब अरबीनव दसब मयत-वेदीवन अभिलेख बड़ड महत्वपूर्णा अछि। हिन्दू लोकनि बहुत दिनधरि। एकरा भावानक चरणापाद' कहि पूजा करइत रहथि। ई शिलालेख महमुद तुगलक कालक थीक (हिजरी १४६ = २३४६ ई०) एहिसँ निश्रिचत रुप ई प्रतीत होइछ जे २३४६ मे चम्पारणा धरि शासनक प्रमाणा भेटइयै।
- **दरभंगासँ प्राप्त मुहम्मद तुगलकक अभिलेख**
- कल्लाह ओतलमनजा विलहसनत फलहु अश्र अम्सलह बिन मस्जिद अलमुजाहिद फी साबीलिल्लाह मुहम्मद बिन अस-सुल्लान अस सइद इस शहीद गाजी गियासुद्दनिया वद्दीन दअनरुल्लाह बुरहानहु इज सोयलत अन तारिख-ई-बेन एही फकुल हवाल मस्जिद अल अक्स फिसानत इ सित व इशरीन बसबा अल हिजारिया उन नबुब: १२६-ई अभिलेख मुल्ला तकियाक बयाज मे सुरक्षित अछि आओर पटनाक मासिर पत्रिका मे छपल छल (२६४६ ई० मे )। अभिलेख सँ ई प्रतीत होइछ जे महम्मद तुगलकक आदेशानुसार दरभंगा मे एकटा विशाल मस्जिद हिजरी १२६ मे बनल छल। हरिसिंहदेव पराजित भए चुकल छलाह। तुगलक-कालीन दूटा सिक्का सेहो भेटल अछि जीहिमर तुगलकपुर उर्फ तिरहुत लिखल अछि।
- **रभंगासँ प्राप्त इब्राहिमशाह शार्कीक अभिलेख**
- कलन नबिया सल्लालाटु अलैहावसल्लाम मन बिन मस्जिद अल्लाह बिनल्लाह लहु वैतन फिल जत्रत ही विन हजल मस्जिद फी जमनल इसास नायव-उलखालीफा अमीरुल मुमीनीन अबुल फतह इब्राहिम शाह अस सुलतान खलदह खिलाफत तहु सनत खस व सभन मयत ५०४-ई अभिलेख बहुत महत्वपूर्णा अछि कारणा (१०५-२४०२-३) इब्राहिमशाहक लेख मिथिलाक केन्द्रमे भेअल अछि आओर एहिसँ प्रर्मा-रित होइछ जे शर्की लोकनि दरभंगापर अधिकार प्राप्त कएने छलाह-ओहि वर्ष दरभंगा बाटे इब्राहिमशाह बंगाल जाइत छलाह आओर हुनक उद्देश्य छल शिवसिहकेँ परास्त करब कारणा शिवसिंह बंगालक राजा गणोशक साहाय्य कए रहल छलथिन्ह। एहि सम्बन्धमे प्रो० अस्करीक लेख Bengal Past and Present मे छपल अछि।
- **बंगाल सुलतान नसीर शाहक अभिलेख**
- (वेगूसराय-महिहानीस प्राप्त)
- बिसमिल्लाह इर रहमान रहिम नसरुत मोनल्लाह वद फथुन करीब। हजल मस्जिद अल जमायउल मुअज्जम नसीरशाह अस सुलतान खल्ल दल्लह वो मुलकहु व सलन्तहु।
- -इ ओहि नसीरशाहक अभिलेख थीक जे मिथिलाक ओइनवार वंशक अन्तिम शासकककेँ पराजित कएने छलाह।
- इहो अभिलेख आव" परसियन आ अरोबक इन्सक्रिय आक विहार" मे छलल अछि।

- परिशिष्ट
- १२३४-३६ ई० क मध्य तिव्वतसँ एक यात्री आएल छलाह जनिक भारतीय नाम धर्मस्वामी छलन्हि। ओ तिरहुतमे कर्णाअ राजा रामसिंहदेव सँ भेंट कएने छलाह आओर रामसिंहदेवकालीन मिथिलाक बहुत सुन्दर वर्णन एहिमे अछि। 'धर्मस्वामीक जीवनी' क सम्पादन प्रसिद्ध प्रसिद्ध रूसी विद्वान डा० जी० रोयरिक कयने छथि आओर एकर प्रकाशन पटनास्थित काशी प्रसाद जायसवाल शोध संस्थानसँ प्रकाशति भेल अछि1 हमओहि पोथीमेसँ किछु ओहन अंश एहिठाम दए रहल छी जाहिसूं तत्कालीन मिथिलापर प्रकाश पड़ैछ:
- P. 58.- In This Country (Tihut) there was a town called PA.-TA, which had some 600,000 houses and was surrounded by severn palace which had eleven large gates and was surrounded by twentyone ditches filled with water and rows of trees. There were threee gates facing each direction, East, West and south, and two gates facing North… … … guards were stationed more than ten archers at each hridge. These protective measures were due to the fear of the Turushkas… ….who during the year had led an army but failed to reach it. It was also said that there were three men experts in swordsmanship. The Raja owned a she-elephent. P. 6 _Ma-hes ( महिंसक उललेख) _non-Budddhist kingdom of Tirhut. P. 61-uninhabited border of Vai Sali. There exists a miraculous stone image of the Arya Tara with her head and body turned towards the left, foot placed flat, and the right foot turned side ways the right head I the varmaudra and the left hand holding the symbol by the three Jewels in front of the heart… ….they were told that the inhabitants were in a state of great commotion and panickstriken because of rumours of Turushka troops. P. 62- When they had reached the Vaisali, all the inhabitants had fled at dawn from fear of the Turushka soldiery … …. the soldiery left for western India P. k98 According to Dharmawami one pana equaled to eighty Cowries… …At that time he was in possession of an extraordinary manuscript.
- P. 99-…. the owner of the house stole the book fell ill in Trihut (on his return Journey)- The tantric treated me-and I did not die….. The Tantric appears to have been a manifestation of the four. Armed Protector.
- P. 100 … …he was told the Raja or the Pata city was coming to the sheet corner, The Raja was accompanied by a crowd of drummers and dances with banners, buntings, brandisisng fans and sounding conches and various musical instruments All the house tops and street corners were ever hung with silk trappings. The Raja named Ramasimha was coming riding on a she eleophent, sitting on a throne a droped with precious stones and furnished with an ornamented curtain. The Dharmaswamin received an invitation from the Minisiter who said " please come ! If you do not come to person the Raja will punish you. The Raja comes to the sheet corner only once a year, and there is a pagent. The minister sent a sedan chair (Doli) for the Dharamaswamin greeted the Raja I Sanskrit s' lokas and the Raja was very much pleased and presented the Dharamswamin with some gold, a roll of cloth, numerous medicines, rice, and many excellent offerings and reguested the Dharamswamin to become his chaplain but the Dharamswamin replied that it was improper for him, a Buddhist, to become the Guru of a non-Buddhist. The Raja accepted it, and said "well stay here for some days" The Dharamswamin said that the Raja honourd him gathering of people in the town of PA-TA in Tirhut, the Dharamswamin met with some Nepalese whom he had met previously.

- एहि पोथी सँ मिथिलाक सांस्कृतिक जीवन पर बड्ड प्रकाश पड़ैत अछि। एहि पोथी मे जे 'वैवर्त लिपि' क उल्लेख अछि सैह आधुनिक मैथिली लिपि थीक।
- शिल्पशास्त्र चिकित्सा; दशन, व्याकरणा न्याय मण्डल इत्यादिक अध्ययन ओहि युग मे होइत छल।
- कालिदास सम्बन्धी किंवदन्ती एहि पोथी मे अछि आओर चन्द्रकीर्ति आओर चन्द्रगोमिनाक शास्त्रार्थक चर्चा सेहो पट-कैं डा०अल्तेकर सिमराँवाढ़ मानने छथिजे हमरो मान्य अछि। एहि आधार पर आब जँ ओतए उत्खनन होअए तँ बड्ड होएत।
- तिरहुत मैं तान्त्रिक चर्च अछि। एक चरिब्रहीन दवं हठी स्त्रीक उल्लेख सेहो अछि।
- एहि सँ लक्ष्मणासेन सम्वत् सम्बन्धी अध्ययन मे साहाय्य भेटइत अछि। मिथिला मे कुसियारक खेती खूब होइत छल। काली मदिरक समक्ष बलिदानक प्रथा छल। छूआछुतक प्रथा छल आओर अछूत लोकनि अपन कान नहि छेदबइत छलाह। अछूत सँ देखला वा छूअल अत्र पैघ वर्णाक लोक नहि खाइत छलाह। पान खेबाक प्रथा छल आओर मैथिल लोकनि ताम्बुल विन्यास मे प्रवीणा छलाह। खुरचन डोकाक चून बनइत छल आओर ओहि मे कै प्रकार सुगन्धित मशाला। मिलाओल जाइत छल। भीजल कपड़ामे पान लगा कैं राखल जाइत छल। दाँत रंगकाक हेतु सुरलीक व्यवहार होइत छल। टाकाक प्रचलन छल आओर एक पण ७० कौड़ोकबराबर होइत छल
- **परिशिष्ट**
- प्राकृतपैंगलम् मौलली
- मैथिली भाषा आओर साहित्यक स्थान भारतीय मध्य महत्व-पूर्ण छैक। कलकत्ताक मैथिली संघ द्वारा प्रकाशित विद्यापति-पर्वअंक क २६६२ क अ क मे हमर एक निवन्ध प्रकाशित भेल अछि: प्राक् विद्यापति कालीन मैथिली । जाहि मे हम मैथिलीक प्राचीनता पर अपन विचार संक्षेप मे रखने छी तैं ओकरा एतए दोहराएब उचित नहि बुझना जाइत अछि मैथिली लिपिक प्राचीनक सबसँ पैघ प्रमारण इएह जे 'ललित विस्तर मे एकर उल्लेख अछि; आदित्यसेन (सातम शताब्द) अभिलेख एहि लिपि मे अछि, धर्मरवामीन एकर उल्लेख वैवर्त लिपिक नामे कएने छथि; ल० स० ६६ क एक माटिक मुद्रा पर मिथिलाक्षर लिखल भेटल अछि; खोजपुर (दरभंगा) सँ ल० सं० २४७ क-एकर अतिरिक्त मिथिला सँ जतेक दिभि लेख ओओर सिक्का लेख भेटल अछि सब मैथिली लिपि मे अछि-तैँ एकर वैज्ञानिक आध्यनक आवश्यकता मित्रवर आचार्य परमानन्द शास्त्री मैथिली लिपिक वैज्ञानिक अध्ययन मिथिलामिहिरक पृष्ठक परमानन्द शास्त्री मैथिली लिपिक वैज्ञानिक अध्ययन मिथिलामिहिक पृष्ठक माध्यम सँ प्रस्तुत कएनैं छथि जे स्तुत्य अछि। अकबरकालीन मिथिलाक्षरक एक अभिलेख एखनहालहिमे गोड्डा (संताल परगना) क एक मन्दिरसँ प्राप्त भेल अछि अओर ओकर प्रतिलिपि काशीप्रसाद जायवाल संस्थान, पटना मे सुरिक्षत अछि।
- लिपिक संगहि मैथिली भाषा सेहो बड्ड प्रचीन अछि आओर सिद्ध लोकनिक भाषा एकर सबसँ पैघ प्रमारण थीक। तिब्बती बौद्धधर्मक प्रसिद्ध रूसी विद्वान वसिलज्यु (Wassilijeu) अपन एक लेखमे एकठाम लिखने छथि जे सिद्ध कवि लोकनि अपन-अपन मातृभाषामे गीत लिखने छलाह। साहित्य निश्चित रुपैं ज्योतिरीश्वरक काव्य अथवा वर्णरत्नाकर सन् महान् ग्रन्थक रचना तँ हठात् नहिए भए गेल। डा० जयकान्त मिश्रक History of Maithili literature क प्रथम भागमे बहुतो एहेन विद्वान अओर अंग थीक। हमरा विश्वास अछि जे ओ अपन भविष्यक संस्करणामे एहि सबहक अपना पोथीमे अवश्य स्थान देथिन्ह। 'प्राकृत-पैंगलम्' क उल्लेख डा० मिश्र कतहु नहि कएने छथि आर ने कष्णदत्त मैथिलक। (कृष्णदत्त मैथिल पर देखु हमर लेख जे Journal of the Bihar Research Society मे छपल अछि। बंगला भाषाक सुप्रसिद्ध विद्वान अओर प्रसिद्ध भाषा विद्वान डा० श्रीकुमार बनर्जी History of Maithili Literature क आलोचना करैत सेहो अइ-कमीक उल्लेख कएने छथि (द्रष्टव्य Jouranl of the Asiatic Society of Bengal XVI Letters-p. 269) प्राकृतपैंगलमूक संबन्धमे ई स्म्रणा राखब आवश्यक जे एकर भाषा प्राय: ओएह थीक जे विद्यापतिक कीर्तिलता आओर कीर्तिपताकाक भाषा छथि तथा एहि ग्रंथक रचनामे (गीत सभहिक संग्रह पूर्वी भारतमे भेल छल।) महामंत्री चणडे श्वरक प्रशास्तिमे बनाओल दूटा गीत सेहो अछि आओर एकर बनौनिहार छलोह चरडेशरक अधीनस्थ सामन्त 'हरिब्रह्म' 'प्राकृतपैं गलमू' मे कतोक शताबछक भाषाक परिचय भेटइत अछि आओर ओहिमे जतवा जे प्रयोग भेला अछि से मूल्यत: मैथिली प्रयोगसँ मिलैत-जुलैत अछि। 'सिद्धगान पर जतेक लोक सब माथापच्ची कएने छथि ततवे जँ प्रकृतपैं गलम् मे एहुखन कएल जायतँ मैथिलीक बड्ड उपकार होएत। डा० सुभ्रदझा कबीर' कैं मैथिल सिद्ध करबाक बीड़ा तँ उठौलन्हि ( देखु Journal oJ the Bihar University ) (हुनक लेख) मुदा 'प्राकृत-पैंगलम्' जे शुद्ध मैथिलीक वस्तु थीक, ताहि पर कोनो विशिष्ट ध्यान प्रसिद्ध नहि देलन्हि। एकर प्रमाणा एहिसूं बुझना जाइत अछि जे ओ अपन प्रसिद्ध पोथी Formation of Maithili Language मे एहि ग्रन्थक बड्ड कम चर्च कएने छथि।

- डा० सुभद्रझाक पोथीसँ किछु अंश हम पाठकक हेतु उद्धृत् कए रहल छी:
- पृ० ४२-The Prakritpainglam gives an example to several metres and verses which may be said to have been composed in proto-Maithili there is nothing in them that may prevent them being called Maithili of an early period…..
- पृ० ४२-The language of the charyas Sarvananda, Prakritpaingalm, Kirtilata and Kirtipataka represent Maithili of the oldest period in as much as it preserves some of the Apahramsa characteristics'.
- पोथीक दाम ततेक छन्हि जे केपो साधारणा मैथिल पाठक एकरा कीनिकए नहि पढि। सकैछ । एतबा कहितो ई प्राकृतपैरालम् पर विशेष ध्यान नहि देने छथि। एहि पोथीक आलोचना जे हालहि मे छपल अछि लएडनमे से उत्साहवर्द्धक नहि कहल जा सकैछ। भाषा आओर अन्याय समस्याक अध्यानक हेतु आओर देखू राहूलजीक हिन्दी काव्य-धारा जाहिम मे एहि सभ वस्तुक विशद् विश्लेषणा भेल अछि। 'प्राकृत- पैंगलम् गे मिथिलाक इतिहास सम्बन्धी सेहो बहुत सटीक बात सब लिखल अछि (देखू-हमरे लेख- Prakrtapainglam an important source for the study of the History of Mithila) । 'प्राकृत-पैंगलाक दूटा संस्करणा इन्डिका सीरीज, कलकत्ता सँ प्रकाशित २३०२ ई० मे प्राकृत-पैंगलम् आओर ii ) एम्हर हालहि मे हिन्दी मे एकर एक संस्करणा दिल्ली सँ प्रकाशित भेल अछि।
- एहि सम्बन्ध मे हरिवंश कोछड़क 'अपभ्र'श साहित्यक अध्ययन आवश्यक बुझना जाइत अछि। 'प्राकृतपैंगलस्' पर प्रो० एस० एन० घोषालक बहुतो लेख अंग्रेजी मे भारतवर्षक विभित्र शोधपत्रिका मे प्रकाशित भेल छन्हि। एहिठाम 'प्राकृतपैंगलम्' सँ हम थोड़ेक ओहन शब्दक संचय कएने छी जकर रूप शुद्ध मैथिलीक अछि एहि हेतु जे केओ २४ म शताब्दक मैथिली शब्द देखए चाहथि से डा० उमेशमिश्रक लेख JBOKS-XIV पृष्ठ २६६-२७३ मे देखि सकइत छथि। हम अअन 'प्राकृत-विद्मापति वाला लेखक इ एकटा पद सेहो प्राकृतपैंगलम् सँ देने छी जाहिसँ सिद्ध होइछ जे ई मैथिली थीक। स्थानभावक कारणा विश्लेषणा एहिठाम संभव नहि।
- परिशीष्ट मिथिलाक प्राचीन सीमाजनबार श्रोत
- (i) मिथिलास्थ: प्रोगीन्द्र: सम्यग् ध्यात्वा ब्रवीन मुनीन। यस्मिन देशे मृग: कृष्णास्त्स्मिन धर्मान् विनोधयत् (याज्ञवल्क्यस्मृति-आचार १२)
- (ii) डा उमेशमिश्र द्वारा सम्पादित विद्माकरसहस्त्रक यत्रपुणया। यत्रास्ते सत्रिधाने सुरनगरनदी भैरवौ यत्र लिङ्गम् ।। मीमांसा-न्याय-वेदाध्ययन- पटुतरै पणिडतौपणिडसाया भूदेवो यत्र भूपो यजनवसुमती सास्ति मेद तीरभुक्ति ( iii ) त्रिकाणडशेषकोष
- ( a ) गण्डकी तीरमारभ्य चम्पारण्यान्तकं शिवे: विदेहभू: समाख्याता तीर- भुक्तमिधो :। (आओर देखु-शक्तिसंगमसूत्र (b) प्राग्ज्योतिष: कामरुपे तीरमुक्तिस्तु लिच्छव (पृष्ठ ५६ ) iv) काठकसंहित- xiii4-
- इन्द्रो वै वृत्रमहस्तं हस्तस्सप्रभिर्भोगै: पर्यहंस्तस्य मूर्ध्रो वैदेहीरुदायंस्ता: प्राचीरयंस्त्स्माता: पुरस्य जघन्यमृषयं वैदेहमनुद्मान्तममन्यतेममिदानी मालभेय तेन त्वा इतो मुच्येयोति
- (v) वायुपुराणा ( ४४-३०६ )
- मिथिर्नाम महावीर्यो येनासौ मिथिलाऽ भवत्
- (vi) शब्दकल्पद्रुम-१२३-विदेहा मिथिला प्रोक्ता (vii) लिङ्गपुरणा-तीर-भुक्ति प्रदेशे तु हलावत्ते हलेश्वर:। ( viii ) चन्दा झा-गंगा बहति जनिक दक्षिणा दिसि पूर्वकौशिकीधारा पश्चिम बहति गणडकी उत्तरहिमवत बलविस्तारा कमला त्रियुगा अमृता धेमुड़ा वागमती कृतासारा मध्य वहत लक्ष्मरणा प्रभृति से मिथिला विद्मागारा
- (ix) राजनैतिक इतिहासक पाद टिप्पणी मे बहुत किछु लिखल जा चुकल अछि आओर देखू- IHQ XXXV.No.2.
- x प्रवचनो सारोद्धार आओर विविध तीर्थकल्पमे विदेह जनपदक राजधानी मिथिला कहल गेल अछि । एकर सीमा पूर्वसँ पश्चिम २५० मील आओर उत्तरसँ दक्षिणा २२५ कहल गेल अछि। निरयावलियाओमे मिथिलाक राजधानी कहल गेल अछि।
- (समाप्त)
- ( अंग्रेजी आ मैथिलीमे मैथिली आ मिथिलाक इतिहास देबाक उद्देश्य पाठककेँ अपन जड़िसँ जोड़बाक रहए। ई साहित्यकार लोकनिक लेल आर बेशी जरूरी छल। Courtesy:For earlier articles on VIDEHA,MITHILA,TIRBHUKTI and TIRHUT in English and for these articles in Maithili to

Yogendra Yadav, Sunil Kumar Jha, Ramavtar Yadav, Vijaykant Mishra, Yogendra Jha, Y. Mishra, Radha Krishna Choudhary,Makhan Jha, Prabhat Kumar Chaudhary M/s Shruti Publication and Videha http://www.videha.co.in/ editorial staff and volunteers and to Wikipaedia. No commercial use permitted Strictly for academic use. )

- जगदीश प्रसाद मंडल- **कथा**-नवान
- जगदीश प्रसाद मंडल1947- गाम-बेरमा, तमुरिया, जिला-मधुबनी। एम.ए.। कथा (गामक जिनगी-कथा संग्रह), नाटक(मिथिलाक बेटी-नाटक), उपन्यास(मौलाइल गाछकफूल, जीवन संघर्ष, जीवनमरण, उत्थान-पतन,जिनगीक जीत- उपन्यास)। मार्क्सवादक गहन अध्ययन। मुदा सीलिंगसँ बचबाक लेल कम्युनिस्ट आन्दोलनमे गेनिहार लोक सभसँ भेँट भेने मोहभंग। हिनकर कथामे गामक लोकक जिजीविषाक वर्णन आ नव दृष्टिकोण दृष्टिगोचर होइत अछि।

- नवान
- 
- बाध दिशिसँ भोरे बड़का काका आबि नादिमे कुट्टी-सानी लगा, गाए बहार कऽ केटली नेने कलपर पहुँचलाह। जहि कलपर आन समए (जाड़-बरसात) हँक-हँक भेलि रहैत छल ओ रुख बुझि पड़लनि। समएक गरमियोमे अंतर बुझि पड़लनि। जाड़क मासमे दस बजे दिनक समए पाँचे बजे भोरेमे वुझि पड़लनि। सोहनगर समए बुझि बसन्तपर नजरि गेलनि। बसन्त आमक मंजरक महमही फल रुपमे महमहा रहल अछि। मनमे उठलनि जे बसन्त ऋृतु बर्खक पहिल ऋृतु (चैत-वैशाख) होइतहुँ शरद-शिशिर सन ऋृतु कोना आगू अवैत? हाँइ-हाँइ कऽ केटली धोइ लोटामे पानि नेने चुल्हि लग आबि, चाह बनवए लगलथि। केतलीमे चाह कऽ खौलैत देखि मनमे उठलनि जे एहिना समुद्रोमे लहरि ज्वार-भाँटासँ उठैत अछि। एते गहीर समुद्र जहिमे करोड़ो-अरबो तह पानिक रहैत तहन किएक उपरमे एत्ते जोरसँ लहरि अबैत अछि। मन ओनाइते रहनि कि चाहक गंध लगलनि। गिलासमे चीनी दऽ चाह छनलनि। केटली अखारि कऽ रखि चाहक गिलास नेने दरवज्जाक चैकीपर बैसि पीवए लगलथि। मन औनाइत रहनि जाहिसँ चाहो नीक-नाहाँति नहिये पीवैत रहति। तखनहि हहाएल-फुहाएल रविया आबि कने पड़िक्केसँ बाजल- "गोड़ लगै छी कक्का।"
- असिरवाद दैत बड़का काका कहलखिन- "कनिये पहिने अबितह रबी तँ चाहो पीअबितियह, आब तँ हूसि गेलह।"
- - "नहि काका, हूसल नहि नीके भेल। एक चुटकी विष्णु भगवान कऽ चढ़ाइये मुँहमे पानि लेब।"
- विष्णु भगवानक नाओ दिशि धियान नहि गेलनि। कहलखिन- "तूँ तँ अनेने बौआइबला आदमी नहि छह। तहन.......?"
- - "काजे एलौंहँ।"
- - "भोरे कोन काज बजरि गेलह?"
- - "न्योत दइले एलौं।"
- न्योंत सुनि बड़का काका तारतम्य करए लगलाह जे अखन तँ, ने विआह-मूड़नक दिन अछि आ ने केशे कटौल देखै छियै जे बरखीओ-तरखीओ करैत। मुदा चैलौ तँ कहियो नहि केलक जे आइ करत। सभ दिन शिष्ट बुझि श्रद्धाक नजरिसँ देखैत अछि। मन पाड़लनि- जेठ मास परीब तिथि। आमो पाकब नहिये शुरु भेल जे अमैइयो भोज करैत। पनरह दिनक पछाइते अमैइया भोज चलत। तहूमे नवको गाछी-कलम तँ कतौ नहिये नजरिपर अवैत अछि। तीनि दिन रोहणियोकेँ चढ़ैमे बाकिये

अछि। खिच्चा आम पाकि कऽ केहन हएत? धिया-पूता चोकर-मोकर खाइए। भोज-काज कोना ओहिसँ हएत? भोज-काजक लेल तँ नीक आम चाही। मन आगू बढ़लनि। तीमन-तरकारीक तँ भोज नहि होइत अछि। ओ तँ ओहिना पहिल फड़ महादेवो स्थानमे चढ़बैत अछि आ हितो-अपेछितकेँ दैत अछि। ओना लोक कटहरोक भोज करैत अछि मुदा ओ तँ आमोसँ पाँछा होइत। भऽ सकैत अछि जे गाए विआइल होए। गाइयक दूध तँ छाँकी दइत अछि। कियो-कियो रक्तमाला स्थानमे चढ़वैत अछि। पाल खेलापर राजाजीकेँ गाँजा चढ़वैत अछि आ बियेलापर कुशेश्वर स्थानमे घी चढ़वैत अछि। हमरा किऐक न्योत देत। पुछवो कोना करवै? दही-दूध चर्च तँ खाधुर लोक करैत अछि। हँ-निहसकमे पड़ल बड़का काका सोचलनि जे हमहीं सवाल पुछियै आ ओइह ने किअए जवाव देत जे अनेने अपसियाँत होइ छी। मुस्की दैत पुछलखिन- ''आरो के सभ न्योंतिहारी रहथुन?''

- बड़का काकाक प्रश्न सपाप्तो नहि भेलि छलनि तहि बिचहिमे रविया बाजि उठल- ''अहींटा छियै काका। पहिल नवान छी कते गोटेकेँ न्योत देवनि। कोनो कि उपनएन छी जे गिनती पुरबए पड़त।''
- नवान सुनि बड़का काका आरो ओझरा गेलाह। कोना नहि ओझरितथि किछु दिन पूर्व धरि तँ ओइह पहिने नवानक चर्च करै छलखिन। जहियासँ बाढ़ि आबि-आबि अगहने उसारि देलक तहियासँ कहब छोड़ि देलखिन। अमती काँट जेकाँ एकटा डारि छोड़वैत तँ दोसर लगि जाइन। मिरचाइक घौँदा जेकाँ ओझरी देखि बड़का काकाक मन असोथकित भऽ गेलनि। आँखि बन्न भऽ गेलनि। बड़का काकाक आँखि बन्न होइतहि रविया कहलकनि- ''काका, ओरियान-पाती करैक अछि। अखन जाइ छी।''
- कहि रविया विदा भऽ गेल। मुदा काकाक आँखि बन्ने रहनि। मनमे उपकलनि, भने पतरो कीनब छोड़ि देलहुँ। एक तँ ओहिना रंग-विरंगक पतरा समाजमे (गाममे) आबए लगल। सेहो जँ भिन्न-भिन्न लेखक जेकाँ एक्के ढंगसँ बुझाओल जाएत तँ बड़बढ़िया। मुदा सेहो नहि। सभ पतरा कीनि अपनेसँ निर्णय करैक ज्ञाने नहि अछि। मनमे खुशी उपकलनि। जे पावनि क्षण-पल गनि निर्धारित होइत अछि ओ तीनि दिना हुअए लगल। एक-दिना दू दिना भऽ गेल आ दू दिना तीनि दिना। तहूमे तेहन-तेहन अगिमूत्तू छुछुनरि सभ गामे-गाम फड़ि गेल अछि जे एक डांरिय समाजकेँ थोड़े चलए देत। समाजो तेहने गड़िखच्चर अछि जे अपन वर्चस्वक दुआरे (जाइज-नाजायजक) उचित-अनुचितक विचारे ने करत। कियो जाइतिक सिपाही तँ कियो सम्प्रदायिक सिपाही बनि-बनि मोंछ टेढ़ि करैत रहैत अछि। ककर के सुनत। ऐहन परिस्थितिमे चुप्पे रहब नीक। फेरि मनमे उठलनि जे एते ओझरीमे ओझराइक कोन जरुरत अछि। जहन रविया न्योत दइये गेल अछि तहन किऐक ने स्नान कए कऽ ओकरे ऐठाम जा बुझि ली। सैह केलनि।
- चारिम सालक बाढ़ि दुनू बेकती रवियाक जिनगी मोड़ि देलक। ऐहन विकराल बाढ़ि जिनगीक पहिल बाढ़ि छलैक। पाँच बीघा जमीनबला रविया पुरान ढर्राक जिनगी (किसानी जिनगी) बदलैत रहए। लगभग चारि आना बदलि गेल रहए। उन्नति किस्मक तरकारी आ फल-फलहरिक खेती अपनाए नेने रहए। अन्नक खेतीमे कोनो सुधार नहि कऽ सकल रहए। मालो-जाल तहिना (पूर्ववते) रहए। बाधक सभ जजात दहा गेलइ। गाछीक बड़का आम-जामुनक गाछ छोड़ि सभ सुखि गेलइ। अंगुर, अनारस, नेवो, लताम, धात्री, अनरनेवा इत्यादि सभ नष्ट भऽ गेलइ। संग-संग घरोक सभ समान नष्ट भऽ गेलै। बढिये दिनसँ दुनू परानी रवियाक मन टुटए लगलैक। जेना-जेना पानि सटकैत जाइत तेना-तेना सुखल गाछ घरक सड़ल समान सभ देखि-देखि दुनूक मन टुटब बढ़ितहि गेलइ। मुदा जिनगीक आशा दुनूकेँ अन्हारसँ इजोत दिशि धकेलि देलक। नव उत्साहक संग दुनू संगी आँखि उठा आगू देखि डेग बढ़वए लगल।
- सबेरे स्नान कए कऽ बड़का काका रविया ऐठाम पहुँचलाह। आँगन नीपि बुधनी नहाइले गेलि कि बड़का काकाकेँ देखलक। हाँइ-हाँइ कऽ गोबराइल हाथ धोइ धड़फड़ा कऽ आंगन आबि ओसारपर कम्मल विछा पतिकेँ कहलक- ''काका ऐलखिन।''
- दरवज्जापर आबि बड़का काका कनडेरिये आँखिये हिया-हिया आंगन, दरबज्जा, बाड़ी देखए लगलथि। आँखिपर सँ मनक विसवास उठए लगलनि जे सत्ते देखै छी कि फूसि। जहि जेठमे पियाससँ धरती हाथ-हाथ भरि जीह बहार करै छथि माल-जाल अधसुखू भऽ जाइत अछि। ठेहुन भरि मोट गाछक सुखाएल पत्ताक पथार लगि जाइत अछि तहिठाम बसन्तक बहार देखि रहल छी। मनमे नचितहि रहनि कि पानक खिल्ली सिक्कीक चंगेरीमे सरिया कऽ ओसारक खोलियापर रखि रविया आगूमे आबि कहलखिन- ''अंगने चलू ने कक्का। अनठिया जेकाँ दुआरपर किएक ठाढ़ छी।''

- रवियाक मनमे अपन सहवाल गाए आ दस कट्ठाक गरमा धानक बोझ देखवैक रहए। मुदा काकाक मनमे आंगन तँ औरतक होइत, पुरुखक नहि। पुरुख तँ केबल खेबा काल आ कोनो काजक काल जाइत अछि। मुदा बुधनियो तँ अंगनेक ओसारपर कम्मल विछौलक। ओ ऐना किएक उट-पटांग केलक। मुदा ओसारक एक भागमे बुधनी दू कसतार दही, दू चंगेरा आम, एक चंगेरा चूड़ा, स्टीलक अढ़ियामे तरकारी इत्यादि भोज्य-पदार्थक सरंजाम केने रहए। जेकरा देखवैक इच्छा पेटमे रहनि। सभ अपन-अपन विचारो आ काजोमे डूबल। अगहन जँका लड़ती-चड़ती देखि बड़का काकाक मन असथिर होइत रहनि। अस्सीयो बर्खक ओ औरत जनिका पति छन्हि अपनाकँ कते सुन्दर बुझैत छथि मुदा सोलह वर्खक बैधव्य अपनाकँ कि बुझैत छथि। जे जेठ गरमीक विराट मास छी ओ वसन्ती हवा कोना बहा रहल अछि। सालक एक्को दिन ओहन अछि जहि दिन अनेक ऋृतु नहि भ्रमण करैत हुअए। चुप-चाप आँखि नचबैत बड़का काकाकँ पुनः रविया कहलकनि- "काका जहिना पाँच अंग उठलासँ शरीरक बसन्त अबैत, तहिना ने वसन्त पंचमीसँ वसन्त ऋृतुक आगमन होइत अछि। आगू-आगू चलू, सभ किछु देखा दइ छी।"
- रवियाक बात सुनि बड़का काकाकँ खुशी भेलनि मुदा मनकँ 'नवान' शब्द हौंड़ैत रहनि। मन नचैत रहनि अगहनक नवानपर। बजलाह- "पतरा देखब छोड़ि देलहुँ तँ सभ बात नजरिपर नहि अबैत अछि। कनी-मनी मन अछि जे नवान तँ अगहन (कातिक इजोरिया पखसँ लऽ कऽ अधा पूस धरि) मे होइत छलैक।"
- काकाक बात सुनि रवियाक मनमे खुशी नहि भेल, पुछलकनि- "कक्का नवान की?"
- - "नव अन्नक ग्रहण।"
- - "सएह छी काका।"
- - "चलह कने देखा दाए।"
- धान देखवैत रविया कहलकनि- "एक बीघा खेत चैरीमे अछि। सत-सत, अठ-अठ वर्खपर खेत हँसुआ पहुँचैत छलए। सेहो दूध महक डाढ़ी होइत छलए। गोटे साल आध मनक कट्ठा तँ गोटे बेरि तीन पसेरी कट्ठा धान होइत छलए। तहूमे तते चिलमिल, कोढ़िला, आ करमी लत्ती भऽ जाइत छलए जे उपरका खेतीसँ दोबर खर्च होइत छलए। उपजा देखि मनमे उठैत छलए जे बेचिये लेब नीक होएत। मुदा लेबालो नहि। के अनेरे पूजी दुरि करत। सबहक एक्के गति। गामक अधा हिस्सा जमीन ऐहने अछि। वर्ख दसम मनमे उठल जे चैथाइ खेतमे डबरा खुनि माछ पोसब। नवका-नवका माछक थर सभ हेचरीमे विकाइत अछि। ओकरे पोसब। सदिकाल रेडियोओसँ आ अखवारो, पत्रिका सभमे माछक खेतीक लाभ देखाओल जाइत छैक। खूब लाभकारी अछि। सैह केलहुँ। दू कट्ठा उपरका खेत बेचि खुनेलहुँ। हेचरीसँ थर आनि देलियै। ले बलैया, कोसी नहरिमे पानि एलै। फाटकक खुजले मुँह छोड़ि देलक। भरि मुहखर पानि चैड़ीमे पसरि गेल। बीच बाधमे खेत अछि। डबराक महारोपर जाएब कठिन भऽ गेल। एक दिन नहाइ बेरिमे केरा थम्हक बेरही बना गेलहुँ तँ देखिलियै जे सौँसे चोरीक सलाढ़ लागल अछि। एक्कोटा जीराक दर्शन नहि भेलि।"
- - "देखि कऽ बड़ दुख भेल हेतह?"
- - "ऐँह, काका की कहब, अपनेटा होइत तहन ने से तँ सौँसे बाधे झलकैत रहए।"
- - "तब निचला खेतक संग दू कट्ठा उपरको चलि गेलह।"
- - "ओतबे गेल। साले-साल मलगुजारियो भरै पड़ैत अछि। तेहेन पाहीपट्टीक पट्टी छी जे अग्गहसँ बिग्गह भरए पड़ैत अछि। गामक खेतक कि एक्के रंग मलगुजारी अछि। अन्हरा राज छी। जइ खेतमे उपजा नहि होइत अछि ओकरे मलगुजारी बेसी अछि। हँ, तँ कहै छलहुँ जे ओहि एक बीघा चैरी खेतमे (कोचाढ़ि भरा कऽ) तेसर-साल आ पोउर साल पच्चीस क्वीन्टल आ सत्ताइस क्वीन्टल धान भेल। उपजबैक ढंगो नहि छल। थोड़े-थोड़े आब सीखिने जा रहल छी। एहि बेरि दुनू सालसँ नीक धान अछि। अखन काटि-काटि अनितहि छी। तैयार पछाति करब। चलू, गाए कऽ देखिऔ।"
- सेहवाल गाए। ललौन कारी। कतौ-कतौ चितकावर। पतरकी नाङरि। साढ़े चारि फुट खड़ा आ आठ फुट नमती। निच्चासँ उपर धरि काका तजबीज करथि मुदा नजरिपर चढ़वे ने करनि जे कोन किस्मक गाए छी। थने कहै छै जे भरि बाल्टी खुआउ आ भरि बालटीन दुहि कऽ लऽ जाउ। गाम दिशि नजरि दौड़ेलनि। कहाँ कतौ अहि कटिंगक गाए छै। कियो-कियो जे अनवो केलनि तँ महीसक खाढ़क जरसी छन्हि। सेहो तँ गनले-गूथल अछि। पहिलुका गाए सभ जे अछि ओकर खाढ़े बिगड़ि गेलइ। तेहन-तेहन दानी सभ साँढ़ दान केलनि जे टाएरक बड़दक बंश कोल्हुक रास्ता धेलक।
- रविया - "काका की सभ देखै छियै?"

- बड़का काका- "हौ, कोन चीज नहि देखैबला अछि। कतएसँ अनलह?"
- - "चारिम साल जे बाढ़ि आएल ओ मालो-जालकेँ नष्ट कऽ देलक। खूँटेपर बान्हल गाए-बड़द मरि गेल। धिया-पूता मात्रिकमे रहए तेँ बँचि गेल। बाढ़िक बाद सासु भेंट करै लऽ समाद पठौलनि। हमर मन नहि मानलक। ओकरे -पत्नी- कहलियै जाइले। एक तँ नैहर दोसर धियो-पूताकेँ देखना साल भरि भऽ गेल छलैक। गेली। ओतइ एकटा गाए आ खेती करैले बड़दो आ मन तीनिऐक अन्न देलकै। किछुए दिनक पछाति गाए उठल। (मुस्की दैत) जहिना बाढ़ि ऐने मूस पतरा गेल तहिना अनेरुआ साँढ़ो सभ। मन भेलि जे साँढ़ लग लऽ जाय। मुदा मनमे भेल अनेर खाइत-खाइत तँ बुद्धियार लोक सनकि जाइत अछि मुदा साँढ़-पारा तँ जानिये कऽ पशु छी। साँढ़ लग नहि जाए डाक्टरकेँ बजा अनलिएनि। ओइह पाल (सिम) देलखिन सैह बच्चा छी। गाए तेहन दुधगरि जे अपन जीह दागि बच्चा कऽ पोसलौं। ओइह गाए छी। पाँचम दिन बिआएलहेँ।"
- पाँचम दिन सुनितहि बड़का काकाक मन फेरि ओझरा गेलनि। मनमे नाचए लगलनि जे गाए तँ नअ दिनपर शुद्ध होइत अछि। अशुद्ध दूधक दही खुऔत कि ककरोसँ दूध आनि पौरने अछि। पुछबो कोना करबै? ओहन खाधुर थोड़े छी जे खाइसँ पहिने पता लगा लेब। शुद्ध-अशुद्ध विचार मनमे संघर्ष करए लगलनि। एक दिस देखैत जे जहि गाइयक दूध, गोंत, गोबर सभ शुद्ध होइत अछि, एते तक कि दूधक लाटमे छुतहर घैइलो शुद्ध भऽ जाइत अछि। दूध तँ अमृतोसँ पैघ छी। दोसर दिस देखैत कोनो हमरे मनक बात नहि छी। सभ मानवो करैत अछि आ परहेजो करैत अछि ओना देस-देसक आ कोस-कोसक चलनि सेहो एक-दोसराक विपरीत चलैत अछि। विचित्र स्थितिमे अपनाकेँ देखि निर्णए केलनि जे पुछबैक तहने शुद्ध-अशुद्ध। जँ बुझले नहि रहत तहन कि शुद्ध-अशुद्ध होएत। मनमे खुशी एलनि पुछलखिन- "दूध कते होइ छह?"
- दूधक नाओ सुनि रवियाक मन, फुलक पहिल सुगंध जँका, महमहा गेल। बाजल- "कक्का, की कहू! दुहैत-दुहैत आङुर भरा जाइए। बेराबेरी दुनू बेकती दुहै छी। ओना अखन पाँचे दिन भेलि अछि। तहूमे दू दिन अधे-छिधे दुहलौं। पहिलोठ रहने थनमे गुदगुदी चलतै हरपटाए लगै। मुदा परसूसँ दूधो फाटब बन्न भऽ गेल आ असथिरो भऽ गेल।"
- - "दूध बेचबो करै छह?"
- - "अखन तक तँ नहि बेचलौंहेँ मुदा एते दूध दुइये गोटे बुते कना सठत।" कहि अगारी बढ़ल। आमक कलम। चारु कातक हत्तापर लताम, दाड़ीम, नेवो, सरीफा रोपल। गाछक बीचमे अनारस, हरदी-आदी सेहो रोपल देखि खुशीसँ गद्-गद् होइत बड़का काका बजलाह- "रवि, तेहन वृन्दावन सजौने छह जे एत्तसँ जाइक मन नहि होइए।"
- काकाक खुशी देखि हँसैत रविया कहए लगलनि- "कक्का, बाढ़िक नोकसानसँ मन टुटि गेल। आगू नाथ ने पाछु पगहा देखि मनमे आबि गेल जे सभ खेत-पथार बेचि गामसँ चलि जाइ। मुदा फेरि मनमे आएल जे गामसँ कतए जाएब। गाम-घर बाढ़िमे दहाइत अछि रौदीमे जरैत अछि। मुदा शहरो-बजारक दशा तँ सएह देखै छी। दिन-दहार डकैकती, हत्या, अपहरण, सदिकाल होइते रहैत अछि। ततबे नहि कतौ भाषाक तँ कतौ साम्प्रदायिक जहर वायुमंडलकेँ दुषित केने अछि।"
- रविक बात सुनि मूड़ि डोलवैत काका कहलखिन- "हँ, ई तँ लाख रुपैयाक बात कहलह। हम तँ बुढ़हा गेलहुँ। दू-चारि सालक मेहमान छी। भने भगवान आँखिक इजोत लऽ लेलनि। ने किछु देखब आ ने दुख हएत। छोड़ह दुनियाँ दारीकेँ अपन कहह।"
- बड़का काकाक जिज्ञासा देखि रविया कहलखिन- "कक्का, घरसँ बहार धरि एक्के रंग बुझि पड़ल। की करी की नहि करी! मनमे ऐबे नइ कराए। बड़ी कालक बाद मन पड़ल अपन देश आ पूर्वज। जहियेसँ मनुष्य एहि धरतीपर अछि तहियेसँ ने हमर-अहाँक वंश सेहो अछि। जँ से नहि रहितथि तँ अखन कोना रहितहुँ। तहिना तँ अपन देशो (मिथिला) अछि। अदौएसँ मिथिलाक चर्च वेद-पुरानमे अछि। तहि बीच लाखो भूमकम, अन्हर-बिहाड़ि, पानि-पाथर, बाढ़ि अएल होएत। कोना हमर पूर्वज सहलनि? कि हमरामे ओहि वंशक खून नहि अछि? मनमे उत्साह जगल।"
- बड़का काका- "वाह! अच्छा एहि बगीचाक विषएमे कहह?"
- रविया- "कक्का, तेसर साल मद्रासी व्यापारी ट्रकपर फल-फलहरीक गाछ बेचैले आएल। हमहूँ पनहरटा गाछ कीनि कऽ रोपलहुँ। वएह छी। परुँकों-तेसरों मोजरल रहए मुदा मोजर तोड़ि देलियै। एकटा-दूटा आम फड़ैत मुदा गाछक सेखिये चलि जाइत। बड़हनमो खूब अछि। तीनिये सालक गाछ छी सए-सवा-सए कऽ फड़ल अछि। अपने ऐठामक गुलाब खास जेकाँ अछि, मुदा पकैत अछि ओहिसँ पहिने। यएह आम खुआएब। आब आगू चलू तरकारीक खेत।"
- खेतक आड़िपर अबितहि कक्काक नजरि चोन्हरा गेलनि। तरहत्थीसँ आँखि पोछि देखलनि तँ मनमे शंका भेलनि। जहि जेठमे धार-पोखरि इनार सूखि जाइत, बाध-बोनमे लू चलैत, खेतसँ धधड़ा जेकाँ ताव उठैत ओहि खेतकेँ हरियर वस्त्र पहिरा

गहना-जेवरसँ सजा नायिका जैंका मलड़वैत अछि, ई नान्हिटा काज नहि अछि। मुदा काजो ओहन अछि जे सोझे स्वर्ग बनवैत अछि। जिज्ञासा भरल नजरिसँ काका पुछलखिन- "रबी, की सभ लगौने छह?"

- रविया- "कते कहब काका, एक बेरि घूमि कऽ देखि लियौ। सुरुजो बारहसँ निच्चाँ उतड़ताह। चलू भोजन कऽ लिअ।"
- - "मन भरि गेल। खाइक छुधा मेटा गेल। होइए जे जहिना कृष्ण वृन्दावनमे रहथि तहिना हमहूँ एतइ रहि जाय।"
- होरीके परिवर्तित रुप

जनकपुरमे महामूर्ख सम्मेलन

सुजीतकुमार झा

- 
- 

मैथिली सम्मेलन, हिन्दी सम्मेलन, नेपाली सम्मेलन, जातीय सम्मेलन, स्वास्थ्य सम्मेलन, किछ नइ किछ सम्मेलन सभ देश विदेशमे जतय जाऊ ओतय होइते रहैत अछि । मुदा महामूर्ख सम्मेलन नामेसँ लगैत अछि जे कोनो नयाँ सम्मेलन हैत । ठिक । नयाँ सम्मेलन वा कहि महामूर्ख सम्मेलनके नेपालमे धुम अछि । होरीक अवसरपर आइ काल्हि नेपालक विभिन्न स्थानमे महामूर्ख सम्मेलन होइत अछि ।

सम्मेलन अहि प्रकार सँ उचाई ग्रहण कऽ रहल अछि जे

अहिके साल भरि सँ लोकके प्रतिक्षा रहैत अछि ।

महामूर्ख सम्मेलन भेलैक की ?

जहिना अन्य सम्मेलन सभा होइत अछि तहिना महामूर्ख सम्मेलन सेहो होइत अछि । मुदा अहि में जे पदबी भेटइत अछि ओ महामूर्ख नाम सँ जोडल रहैत अछि । जनकपुरमे पाँच वर्ष सँ महामूर्ख सम्मेलनक आयोजन कऽ रहल मिथिला नाट्यकला परिषदक अध्यक्ष सुनिल मल्लिक कहैत छथि –'विभिन्न क्षेत्रक व्यक्तिसभ एकठाम जम्मा होइत छी घण्टो ब्यंग्यात्मक कार्यक्रम होइत अछि बर्षभरिमे कतय कमजोरी कएलौ ताहिपर विद्वानसभ ब्यंग्य करैत छथि मुख्य रुपसँ महामूर्ख सम्मेलनमे इएह सभ होइत अछि ।'

समान्यतया लोककँ लागत जे महामूर्ख के बनैत हैत ? मुदा आश्चर्यक बात तऽ ई छैक जे लोक कामना करैत रहैत अछि जे महामूर्खक उपाधि हमरा भेटौ ।

२०६५ सालक महामूर्खक उपाधि प्राप्त कर्ता एवं मैथिलीक बरिष्ठ साहित्यकार डा. राजेन्द्र प्रसाद विमल कहैत छथि 'उपाधि

प्राप्त करब अपनामे बडका बात होइत अछि , प्रेम सँ लोक किछ पिब लैत अछि । तखन महामूर्ख पाएब बडका भारी बात नहि ।

- 

सम्मेलनक इतिहास

महामूर्ख सम्मेलन नेपालक विभिन्न स्थानमे होइत अछि । जनकपुरमे बहुत उचाइ ई सम्मेलन प्राप्त कएने अछि । मुदा एकर प्रारम्भ नेपालक विरगंज सँ भेल अछि । मैथिली साहित्य परिषद विरगंज २०५० साल में एकर पहिल आयोजना कएने छल । पहिल महामूर्ख लाला माधवेन्द्र जी भेल रहथि । इ सम्मेलनकें परिकल्पनाकार रहल मैथिली साहित्य परिषदक पूर्व महासचिव एवं चर्चित पत्रकार चन्द्र किशोर झा कहैत छथि– 'नेपालमे २०४६ सालमे बहुदल आएल छल । राजनीतिक रुप सँ बदलाबक समय छल । ओ बदलाबमे समाजिक तथा साहित्यिक क्षेत्रक व्यक्तिके सेहो योगदानक आवश्यकता छल तेहनमे ई कन्सेप्ट आएल अछि ।' समाजमे रहल विकृति विसंगति कें समाप्त करबा मे ब्यंग्य बहुत काम करैत अछि ओ कहलन्हि । विरगंजमे आब होरी मिलन समारोह महामूर्ख सम्मेलनक आयोजना करैत अछि । महामूर्ख सम्मेलन प्रकृतिके कार्यक्रम भारतक किछ राज्यमे पहिनहि सँ होइत आएल अछि । जनकपुरमे २०६१ साल सँ महामूर्ख सम्मेलन होइत आएल अछि । २०६१ सालक महामूर्ख मैथिली कवि नरेश ठाकुर , २०६२ कें एमाले नेता शीतल झा , २०६३ कें जनकपुर नगरपालिकाक तत्कालीन मेयर हरि बहादुर बिसि, २०६४ कें सदभावना नेता ओमकुमार झा , २०६५ कें बरिष्ठ साकित्यकार डा. राजेन्द्र विमल आ २०६६ कें पूर्व मन्त्री एवं एमाले नेता रामचन्द्र झा कें पदबी देल गेल ।




- महामूर्खक छनौट केना ?

महामूर्खक छनौट केना होइत हैत बहुतोकें उत्सुकता भऽ सकैत अछि । सहीमे कम मेहनत नहि होइत अछि । महामूर्ख सम्मेलनक आयोजक मिथिला नाट्यकला परिषदक अध्यक्ष सुनिल मल्लिक कहैत छथि –'महामूर्खक छनौटक तैयारी आयोजनाक तैयारी सँग शुरु भऽ जाइत अछि । अहिके लेल एकटा कमिटी गठन कएल जाइत छैक । ओहे निर्णय करैत अछि । किछ गोटे तऽ महामूर्ख बनबाक लेल कसिकऽ लगैत अछि । जनकपुरक पत्रिका सभ एक हप्ता पहिनहि सँ अहि बेरक महामूर्ख के बनत तकर नामपर समाचार दऽ चर्चा चलबैत रहैत अछि । तहलका नेपाल दैनिक पत्रिकाक सम्पादक राजेश कुमार कर्ण कहैत छथि –'महामूर्ख जनकपुरक एकटा लोकप्रिय कार्यक्रम अछि एकरा तऽ मिडिया क्यास करबे करत । फेर मिडियामे नाम सभ एला सँ कार्यक्रमके आकर्षण बढि जाइत अछि ।

महामूर्खक नामपर बहुतो गीत बनल

कोनो चिज जखन लोकप्रिय होइत अछि तखन ओकरा सभ क्यास करय लगैत अछि । महामूर्ख सम्मेलन सँ जोडिकऽ बहुत गीतकार सभ गीत लिखलन्हि अछि । मैथिलीक चर्चित गीतकार कालीकान्त झा त्रिषितक गीत खुब चर्चित भेल अछि । हुनक गीत .....

स्वागत वागत मूर्ख महान
महामूर्ख सम्मेलन के अछि
अपनेही पर अभिमान
निप्पट मूर्ख चौपट्ट भट्ट
अही आयब भेल प्रमाण
छल प्रपंच पाखण्ड भरल जग
सत्यक नहि पहिचान
ई सम्मेलन कय प्रमाणित मूर्ख सकल विद्वान
बनी प्रतिनिधि संसद सुनैत
मूर्ख शिरोमणि शान

पेन्ट पहिरि ठाडे भऽ मुतैत
कुकुर सभक राग
कुर्सी चढि लक्ष्मीके बाहन
मूर्ख बनय विद्वान
हा कुर्सी हे कुर्सी
कुर्सी पक्ष विपक्षक प्राण
स्वागत वागत मूर्ख महान

महामूर्ख सम्मेलन आ मैथिली आन्दोलन

महमूर्ख सम्मेलन सफलताक बाद मैथिली आन्दोलनी सभ एकरा मैथिली आन्दोलन सँ सेहो जोडय लागल अछि । मैथिलीके कोनो पाबनि हुए वा कार्यक्रम जखन सफल हैत तऽ एकरा आन्दोलन सँ जोडबे करत । पत्रकार श्याम सुन्दर शशि कहैत छथि – जनता संगे कोनो कार्यक्रमके जोडि देला सँ केना सफलता भेटैत छैक महामूर्ख सम्मेलनके देख लोक बुझि सकैत अछि ।

एकर प्रयोग मैथिली आन्दोलनमे सेहो करय परत हुनक कथन अछि ।

...........

- १. बेचन ठाकुर,नाटक-'छीनरदेवी'२. राधा कान्त मंडल 'रमण'-कने हमहूँ पढ़व
- बेचन ठाकुर , चनौरा गंज, मधुबनी, बिहार।
- 'छीनरदेवी'बेचन ठाकुरक-

छीनर देवी एकांकीक

दृश्य दोसर-

(स्थान- सुभाष ठाकुरक घर। दलानपर सुभाष ओ मीरा चिन्तित मुद्रामे बैसल छथि। पवन, मटुक जाजू ओ संजयक प्रवेश।)

मटुक- सुभाष भाय, अहाँक बेटा भरि-भरि राति बौआइते रहैत अछि।

पवन- हँ सुभाष कका, हमहूँ देखलिएक आठ बजे रातिमे गाछी दिशि जाइत आ कहलियन्हि तँ कहलनि तू हमर बाप छें।

राजू- हमहुँ देखलियन्हि, बारह बजे रातिमे मुसहरी दिशि निछोहे भागल जाइत। तखन हम राम एकबाल ओहिठामसँ भोज खा कऽ अबैत रही।

संजय- सुभाष मामा, काल्हि साँझमे हमरो एहिठाम गेल रहए। हमरा कहलक- हमहुँ पठबै आ बड़का हाकिम बनबै। शर्ट उनटा पहिरने छल आ एकहि पएरमे जूता छलै।

सुभाष- अपने सभ विचार दिअ जे हम की करी?

(ललनक प्रवेश। पूर्ण बताह अवस्थामे छथि। अबितहि शर्ट निकालि फेक दैत अछि। गंजी फारैत-चिरैत अछि। बाप रओ बाप, माए गै माए करैत ओंधरा रहल अछि। माथ पकड़ि बसि कऽ झुलि रहल अछि।)

ललन- आब हम चारिए दिन जीबौक। हम तोरे लइ लए आएल छी। हमरा एतऽ नीक नहि लागि रहल अछि। छोटकी काकी देबकी दीदीकँ खाक सीखलकैक। हमहुँ देबकी दीदी लग रहब। ओ हमरा बड़ मानैतए। देबकी दीदी हमरे खून पीबि ओहि पैखाना घरमे कोहामे रहैत अछि। पाँच दिनक अन्दरमे हम निपत्ता भऽ जेबौक।

(फेर ओंधरए रहल अछि। कुकुर जेकाँ माटि भोमहरि कऽ खए रहल अछि। दलानपर दर्शक अपार भीड़ अछि।)

सुभाष- यौ श्रोत्रा-समाज लोकनि अपने सभ एकर बकनाइ सुनि रहलहुँ अछि। हम की करी, हमरा अहाँ सभ बिचार दिअ।

मटुक- सुभाष भाय, अहाँ किछु नहि करु अहाँ एक्के गोट काज करु।

सुभाष- की करु। अहीं बाजू।
मटुक- एकरा उठा-पुठा कऽ छोटकी अंगनामे राखि दियौक आओर ओकरा कहियो जे तू एकरा होंसैत दहिन। जदि ओ एकरा होंसैत देतैक तखनहि ई ठीक भए जाएत आन कोनो उपए नहि।
ललन- जाधरि छेटकी काकी हमरा नहि छुतैक ताधरि हम बताहे रहब, चारि दिनमे मरि जाएब।
मटुक- कहलौं ने सुभाष भाय। एकरा जल्दी लऽ चलू। नहि तऽ ई नहि बाँचत।
पवन- कका, अहाँ डरैत किएक छी? हमरा लोकनि छी ने पीठपर। यौ कका, ओ कथीमे फरिएतैक? मारिमे-गारिमे, भालामे-लाठीमे आङमे-समांगमे, घनमे-संपत्तिमे, केशमे फौदारीमे। हम सभ किछुमे सक्षमे छी अहाँ डरु नइ कका। आ नहि तऽ अहाँ अपन जानू। बेटा हाथसँ चलि जाएत।

(सुभाष आ मीरा ललनकेँ उठा-पुठा कऽ सुकनी लग लऽ जा रहल अछि। सुकनी यदुलाल ठाकुरक घरवाली आ सोमन ठाकुरक माए छथीन। सुकनी रोटी पकबैत अछि आ सोमन कुट्टी काटि रहल अछि। सुभाष आ मीरा ललनक संग प्रवेश होइत। ओ सभ ललनकेँ सुकनीक अंगनामे पटकि दैत अछि। ललन पहिनहि जेकाँ कऽ रहल अछि।)

मीरा- भैडाही एकरा हसौथ, नइ तँ बापसँ भेट करैबौ। सैंखौकी-बेटखौकी एकरा एखन ठीक कर नहि तऽ भकसी झोंकेबौक।
सुकनी- ओइ हाथमे लकबा धरतौक। सैंडाही मङजरौनी लुल्ही पकड़तौक।

(आंगनमे हो-हल्ला भऽ रहल अछि। हल्ला सुनि यदू लाल आ सोमनक प्रवेश।)
सोमन- माए तों शान्त रह। कका, अहाँ नीक काज नहि कएलहुँ एहिसँ कोन फेदा? कोन इज्जत कोन प्रतिष्ठा हमरा सबहक प्रतिष्ठा अहाँ माटिमे मिला देलहुँ। अबहु चेत जाउ नहि तऽ एकर परिणाम बड खराप हएत।
सुभाष- परिणाम जे हेबाक हएत से हएत मुदा गै मौगिया एखन तों एकरा एक्को बेरि छुबि दहिन नै तऽ आइ तोहि नइ आकि हमहीं नै।
सोमन- गै माए तों एक्को बेर नै बाज आ ने एक्को बेर एतएसँ उठ ऐ कुत्ता के एहिना भुकए दही।
सुभाष- चौट्टा तू हमरा कुत्ता कहमे एखने मारैत-मारैत सोझ कऽ देबो नइ कहीन ऐ मौगियाकेँ जे ललनमाकेँ चुप-चाप हासौंथि देतौ।
सोमन- चौट्टा, अन्हरा कहीं कऽ सभ खचरै निकलि जाएत

(राजूक प्रवेश)
राजू- हौ सोमन सुनह, हल्ला-गुल्ला नइ करह, एक बेर माए कऽ कहक जे एकरा हसौति देतै एकरो संतोष भऽ जेतै आ हल्लो-गुल्ला शान्त भऽ जेतै तोरा नीक लगै छह ऐहन अशान्ति?
सोमन- अहाँ पढ़ल-लिखल लोक भऽ ऐहन भासल गप्प कए रहल छी? ई गप्प हमरा बड अप्रिय लागल। ऍं यौ राजू बाबू एइ छौँड़ाकेँ माथा खराप भऽ गेलैक। तँ सुकनीसँ छुआ दहीन ठीक भऽ जेतइ। ककरो बोखार लागल तँ सुकनीसँ छुआ दहीन, ककरो ललबा मारि देलक तँ सुकनीसँ छुआ दहीन। सबसँ बुरबक दीनेनाथ होइ छै की ने? ठीके कहबी छै मुँह-दुबरा बौह सभक भौजइ।
राजू- सोमन, हम अपन बात आपस लेलौं हमरासँ गलती भेल। तौं सभ अपसेमे फरिया लएह। वा जे मन हो से करह। हम जाइ छी।

(राजूक प्रस्थान)
मटुक- सोमन अहाँ माएकेँ कहियौन ललनमाकेँ छुबै लए नै तँ बुझि लिअ।
सोमन- हमर माए कोनहुँ हालेत मे नहि छुबि सकैत अछि अइ लेल अहाँ सभकेँ जे करबाक हुअए से करु।
मटुक- हरामी नहितन, डाइनकेँ प्रश्रय दैत अछि। ऐहन माएकेँ भरल सभामे जिनदै जरा दैततहुँ।
सोमन- निकाल सार, बजा कोन धाइमकेँ बजाबै छैं। जदि हमर माए डाइन साबीत भेल तखन धाइमक टोटल खर्च हमर

आओर माएकेँ भरल सभामे मोटीया तेल ढारि कऽ आगि लगा देब।

मटुक- एक महिनाक भीतरे हम तोरा माएकेँ डाइन निकालि कऽ देखा दै छियौ। सार हम तोरा माएकेँ एक तोरा माएकेँ एक महिना कऽ भीतरे भकसी नइ झोंका देलहुँ तऽ हम पाजी।

सोमन- सार, तोहूँ सुनि ले, डाइन साबित भेलापर हमहुँ अपन माएकेँ जिनदे नहि जरा देलौं तँ हम पाजी।

पवन- कका, चलू अपन आंगन। लऽ चलू ललनमाकेँ। ई खच्चरी नइ छुअत एकरा। एकटा चिक्कन धामिकेँ लाउ आ पहिने एकरा डाइन साबित करु तखन एकरा सभकेँ बापक बिआह आ पितियाक सगाइ देखाएब। रुपैआक बड़ गरमी भऽ गेलैए सोमनाकेँ। चलू कक्का। लऽ चलू सोमनाकेँ।

(कहैत सबहक प्रस्थान)

-पटाक्षेप-

क्रमशः आगाँ-

- 2.



- राधा कान्त मंडल 'रमण'

जन्म- 01 03 1978

पिता- श्री तुरन्त लाल मण्डल

गाम- धबौली, लौकही

भाया- निर्मली

जिला-मधुबनी

षिक्षा- स्नातक

मैथिली एकांकी

कने हमहूँ पढ़व

पात्र परिचय

1. धनिकलाल पंचाइतक मुखियाजी छथि।
2. चम्पत लाल मुंशी मुखियाजीकेँ
3. दुखना गरीव व्यक्ति
4. दुखनी " "
5. अमर " "
6. रीता " "

प्रथम दृश्य

(दुखना दुखनी अपन घरमे जीवनकेँ पलक घड़ी दुखसँ वितबैत छलै जेकरा एक सांझक भोजनपर आफद छल। ई बात अपनामे विचार करैत दुखना आ दुखनीक प्रवेश होइत अछि। दुखनी आंगन घरक काज करैत छलि आ मने-मन विचारैत छल जे हे भगवान आइ हम आ हमर धिया पुता खाएत की )

- कथा-ऋषि बशिष्ठ-पूत कमाल
- कथा
-  ऋषि बशिष्ठ
- 
- ऋृषि बष्ठिजीक

पूत कमाल कथाक शेष अंश

स्त्रीगणसभ गीत गबैत डब्बूकेँ लऽ कऽ दलान तक गेलीह। डब्बू अप्टू-डेट बेर। सूट-बूटमे सजल-धजल। पैट-कोट टाइ जूता आ काँखतर झुलैत एकटा बैग।
पाहुन सभ वरकेँ देखिते अकचका उठलाह। बरियाती समाज सेहो चौंकि गेलाह। अर्जुन चौधरी मुदा गप्पकेँ सम्हारलनि।
-''कपड़ा-लत्तासँ कोन अन्तर पड़तै, जेहने धोती तेहने सूट-बूट। देहो झँपैबाक ने काज छै।''
बरियाती समाजसँ एकटा युवक व्यंग्य केलक- ''वाह! बहुत सुन्दर! ई भेलै किने प्रगतिवादी विचार!''
अर्जुन चौधरी जेना लजा गेलाह। हुनका वुझबामे अएलनि जे ई वाह-वाही नहि अपन संस्कृतिक पतनपर व्यंग्य वाण छल जे सोझ करेजमे लागल। हथकड़ीक लेल आएल पाहुन उठलाह। ओ अपन विध बाधक लेल अग्रसर होइत बजलाह- ''ऐसँ हमरा सभकेँ कोनो अन्तर नै पड़ैए! हमसब तँ घरबैयाक पठाओल दूत छी। ......बस्स! वरकेँ लऽ जेबाक अछि। आब ई सूट-बूट पिहरि कऽ चलथि वा नांगट से तँ हिनकर विवेकक बात छै।''
एकटा बुढ़केँ जेना अकस्मात बजा गेलनि- ''कमसँ कम माथो तँ झँपि दहक! उधारे माथ विआह करेबहक?.......हौ, माथक पाग प्रतिष्टाक निशानी होइछै।''
एतबा सुनिते झट् दऽ डब्बूक भाय धुनेस लागल पाग डब्बूक माथपर धऽ देलखिन। डब्बू झटकैत ओकरा नीचाँ खसा देलक।- ''ई केहन जोकर सन लगैए।''
डब्बू टुनटुनक इशारासँ लग बजौलक आ कानमे किदु फुसफुसाइत कहलक। टुनटुन आंगनसँ मुजैला टोप नेने आएल। डब्बू ओकरा माथपर रखैत मुस्कुराएल। फोटोग्राफरक बिजलौका चमकि उठलै।
कन्यागतक दलान भुकभुकिया बल्व आ टेन्ट-समेनासँ धेरल-बेढ़ल आ सजाओल छल। विस्मिल्लाह खानक सहनाइक धुन बाजि रहल छल। सौंसे गामक लोक वर वरियातीक स्वागतक`लल उताहुल छल। वर बिलेंतमे रहै छथि, ई भीड़ जुटबाक आकर्षण छल। पुरुष आ स्त्री सभ बिलेंतीया वरकेँ देखए चाहैत छथि। सबहक मोनमे एकटा नव जिज्ञासा। वर बरियातीक गाड़ी घर्र......घोंऽऽऽ करैत कन्यागतक दलानपर पहुँचए लागल। वरकेँ उतरैत देखि स्त्रीगणक झूंड दूरेसँ ठहाक्का मारलनि- ''माए गै माए, ई वर तँ मुँहोंमे जाबी लगौने छै।''
- ''आ सूट-बूट ने देखियौ! गोविन्द कका ठीके सुलेखियाकेँ गददनि काटि लेलखिन।''- एकटा किशोरी बाजि उठलि।
कन्याक माएक करेज पातसन कापए लगलनि। ''हे भगवती आब की हेतै?''
पड़ोसिन सभ रंग-विरंगक चर्च-बर्च करए लगलीह। ककरो कहब छलै जे- ''सुलेखा एकरा संग कोना जीवन बिताओत!''

तखनहि एकटा महिला बाजि उठलीह- "देखियौ यै, ई तँ वरक हाथोमे किदन भेल छै।........ बापरे बाप! सौंसे हाथ ठेल्ला ओदरल छै।"

एकटा युवती तजबीज करैत बाजल- "नै यै काकी, ओ तँ हाथोमे किदन पहिरने छै।"

कन्याक माएकेँ रहि-रहि सेप सुखाइत छलनि। कन्याक जेठकी बहीन बिधकरी बनल छलीह। ओ वरकेँ देखि बाजि उठलीह- "देखियौन ने, तेहन नाच नचेबनि जे सभ बिलेंती भूत उतरि जेतनि।"

सभ स्त्रीगणकेँ जेना कोनो कौतुक दृष्यक अनुमान लागि गेलनि। ओ सभ ठिठिया उठलीह।

दलानक दृश्य अद्भुते छल। बरियाती सभ अपना-अपनामे मस्त। सरियाती स्वागत सत्कारमे व्यस्त। अर्जुन चौधरीक मुँहपर मुदा जेना फुफड़ी पड़ैत छलनि। पंडालक सभसँ मुख्य आसनपर बैसल डब्बू अपन मित्र टुनटुनसँ लगातार बात-विचार करैत छल। टुनटुन डब्बूक "गाइड" बनि गेल छल। डब्बू परिछनक लेल बजाओल गेलाह। स्त्रीगण सभकेँ जेना एकटा खेलौड़िया नेना हाथ लागि गेलै। बिधकरी चौल करैत बजलीह- "की यौ दुल्हा, ई नाकमे मुन्नो किएक लगौने छी? कने नाक बाहर करियौ तखन ने बिध-बाध हएत।"

दोसर स्त्री टिपलनि- "आ हाथमे जे काछु जेकाँ खोल पहिरने छथि से?"

तेसर स्त्री अधिकारिक कपें बाजि उठलीह- "ओहो खोलए पड़तनि की! सभटा वस्त्रो खोलए पड़तनि, तखन ने परिछनि हेतनि।"

तेसर स्त्रीक गप्प समाप्तो नहि भेल छलनि कि एकटा युवती डब्बूक हाथसँ सट् दऽ दस्ताना घिचि देलकनि। डब्बू जेना छिलमिला उठलाह।

- "ओफ्फो! एनामे तँ इन्फेक्शन भऽ सकैए!"

डब्बू दस्ताना छिनबाक लेल झपटलनि तावेत ओ युवती ओहि दस्तानाकेँ जुमा कऽ फेकलक! डब्बू जेना बेचैन भेल एम्हर-ओम्हर मूड़ी झाँपए लागल। तावत विधकरी नाकमे लागल मास्कपर हाथ दऽ देलक। पाछाँसँ ओ युवती मास्कक डोरी घिचलक। ......देखिते-देखिते ओ मास्क बिधकरीक हाथ आबि गेल। ओ ओहि मास्ककेँ अपना नाकपर लगवैत लोककेँ हँसेबाक अभिनय केलनि।

डब्बू अपन दुनू हाथक तरहत्थीसँ नाक झाँपलक। एकटा महिला महौलकेँ आर सुखद बनबैत बजलीह- "जाह! दुल्हाकेँ नाक तँ छनिहेँ! ई छौंड़िया सभ तखनसँ कहै छलैए जे दुल्हा बिलेंतमे नाक कटा आएल छथि।"

समूचा भीड़ ठहाक्कापर ठहक्का लगाबए लागलि।

एकटा युवती व्यंग्य करैत बजलीह- "दुल्हा बड़ लजकोटर छथिन! देखियौन ने अपनाभरि एकोटा अंग उधार छोड़ने छथिन!"
स्त्रीगणक हँसी-ठहक्का बढ़ैत गेलनि आ डब्बूक तामस। डब्बू मास्ककेँ बिना एतेक लोकक बीच रहब सोझे सोझ बिमारीकेँ नोतब बुझैत छलाह। ओ केहन-कहाँ हाथे स्त्रीगणक स्पर्श कऽ इन्फेक्शनकेँ बेसाहब मानैत छलाह। ओ तरङैत अपन कपड़ा उतारबसँ इन्कार कऽ देलनि।

स्त्रीगण सभ जिद्द पकड़ि लेलनि। बिना वस्त्र उतारने एक्कहुटा बिध आगू नै बढ़त।

डब्बू तमकैत दरबाज्जा दिस पड़ेलाह। स्त्रीगण सभ हँसैत आ धिक्कारैत पछौड़ केलनि। अर्जुन चौधरी, डब्बूकेँ देखि जेना अधमरु भऽ गेलाह।

डब्बू फनकैत बजलाह- "एहन बिआह हम नै करब। ई सभ तँ हमर.....।"

अर्जुन चौधरी डब्बूकेँ पोल्हबैत बजलाह- "एना तामस नै करु! ई सभ बिध-बेबहार छै! ई सभ तँ करजि पड़त!"

- "हम नै करब एहन बिध-बेबहार!............फुलिश मैरेज.........।.........भेगाबोन लेडिज!!"

- "तखन तँ बियाहो नै हेतह!"

- "बिआह नै होएत तँ नै करब!............आ जँ बिमार भऽ जाएब तखन......?"

एकटा बुढ़ बरियातीकेँ नहि रहि भेलनि। ओ चमकैत बाजि उठलाह- "इह बुड़िबक नहितन! अँइ हौ! एहन जे जीह छेगाएल छह से तोरेटा बिआह हेतह कि आर ककरो भेल छै?"

दोसर बृद्ध दाँत किचैत बजलाह- "नै, नै! यएह एकटा अवतारी पुरुष भेलाहेँ।"

अर्जुन चौधरी आ टुनटुन डब्बूकेँ बुझबैत रहलाह! स्त्रीगण सभ ठहक्का मारैत रहलीह। कन्याक माएक करेज कपैत रहलनि। बिध-बेबहार ठमकल छल। सबहक मोनमे शंका छलैक। की हएत, की नै? पुरान स्त्रीगण सबहक कहब छलनि जे- "बर

झमकाह छैक। एकरा घुमा दियौ! कथीलए सुलेखाक गरदनि हलाल करबै।''

नवतुरक मुदा दोसरे विचार! सुलेखाक सहमति स्थितिक अनुसार लेब जरुरी छलै। निस्तुकी भेल जे- ''सुलेख अपन आँखिये बरकेँ देखथि आ अगिला बिध-बाधक लेल निर्णय करथि। ओ हँ कहतीह तँ बिआह होएत आ नहि कहतीह तँ डब्बूक बिदाइ।''

नव तूरक ई निर्णय बुढ़-बुढ़ानुसकेँ कठाइन लगलनि। ओ सभ नाक-मुँह चुकरियाबए लगलीह।

स्त्रीगणक झूंड सुलेखाक नेतृत्वमे दलान दिस बढ़ल। बुढ़ पुरान पछुआ गेलीह। सुलेखा डब्बूकेँ इशारासँ अपना दिस बजेलीह। डब्बू नहि मे इशारा केलनि। स्त्रीगणक झूंड आर आगाँ बढ़ल। बिधकरी बाजि उठलीह- ''की सुलेखा? हँ की नहि?'' सुलेखा मुस्कियाइत हँ मे इशारा केलनि। बिधकरी हाथ बढ़बैत डब्बूक टाइ पकड़लनि। डब्बू अर्जुन चौधरी दिस पड़ाए लगलाह।.........ऊँहूँ.......! आहाँ आब सुलेखाक सम्पति छियनि। ओम्हर नै एम्हर चलू!'' ई कहैत बिधकरी डब्बूकेँ अपना दिस घिचि विदा भेलीह। सभ स्त्रीगण डब्बूकेँ सहटारैत आंगन दिस चललीह। बुढ़ी सभ सेहो पछोड़ धऽ लेलनि।

बरियाती सभ भयमुक्त भऽ हँसी ठट्ठामे लागि गेलाह।

- १.एक टा पत्र एक टा संस्मरण
  डॉ. शेफालिका वर्मा
- २.बिपिन झा-**पर्वक 'औचित्यक उपेक्षा' सर्वथा चिन्तनीय।**
- एक टा पत्र एक टा संस्मरण
  डॉ. शेफालिका वर्मा

हमर विवाह फिजिक्स ऑनर्स पटना सायंस कोलेजक विद्यार्थी ललन कुमार वर्मा से भेल छल. तखन हम मैट्रिक पास केने छलों आ हिंदी मे लिखैत छलों. अपन संगी रामदेव जी के कहला पर ओ हमरा मैथिलि मे लिखवा लेल प्रेरित केलान्ही . एक बेर ओ अपन गाम डुमरा मे छलैथ ,हम पटना मे अपन नैहर गोलकपुर मे रही. बहुत दिन बाद हुनकर पत्र आयल जे पढ़ही हमर जी जरि गेल , एतेक दिन बाद पत्रों आयल ते सिनेहक लेश नहीं.हमरा एहेन अति भावुक ,संवेदनशील लेल बड घातक छल.. मुदा , एही पत्रक भाषा देखि हमरा कानब आबी गेल जे हमरा किएक ने ई मैथिलि अबैत ऐछ, मोन होयत छल हम मैथिलि मे लिखनाय छोढ़ी दी, आय फगुआ के अवसर पर ई पत्र पाठक लोकनि के समर्पित करैत निक लगी रहल ऐछ .......

हमर सासुजीक कन्किरवी

जय गोलकपुर के

अहाँक परीक्षा आब अवस्से ख़चम भय गेल होयत . कनि कान एम्हर दियो ने , एकटा सनगर बात कही . कनि कैस के सुनवैत छि. लिय भरि छांक सुनु ......

चारिम दिन मुनहर साँझ के तिरपित बाबु एकटा बेश खढ़गर अलग टेंट संग एहिठाम पहुँचलाह .अलग टेंट महाशय आर केओ नहीं बल्कि हुनकर श्री श्री १०८ डिगा सन भातिज छलथिन . आब सुनु हुनक किछु सराहना , डिगा महोदयक परिधान मे दुनल्ली. नहीं बुझलियैक वैह फत्ते खान वाला पैजामा . पैजमाक डोरिक काज डरा डोरी से चलैत छल. कद तीन फिट

चारी इंच , धुआ कब्ज़ा वैह तीन गिरहवाला हरवाहाक पेना आ ठांचा ? बुझु जे सजमैन छिलल. कोनो ठाम ब्रह्मा बाबा खुरचनी से बेसी ओदारि लेलन्हि आ कोनो ठाम जेना संयोगवश हुनक आंखि लागि गेलेइक ते खुरचनी एकदम से छछरी गेलैक. वयस आब जे होय मुदा रहैथ झाढ़बेर जकां अन्ठियाल . गारि ते हुनका मुंह से फुस्सुकी गोली ..बोल्चालक भाषा मे केयोटी दाली..कखनो हिन्नी मे रंगरेजी कखनो रंगरेजी मे मिथली..एकटा उदाहरण सुनु . एकबेर ओ बजलाह .औ ललन बाबु, आय काल्हि सायंस जे रैकेट मे इन्वेंट केलक सेहो बर्ल्ड के सात बंदर्स मे छैक. .....हमर दिमाग चकराय गेल जे बैडमिन्टन आ टेनिस वाला रैकेट दुनियाक सात बानर मे कोना आयल ? पाछु बुझालों जे ओ गपे गप मे रोकेट के रैकेट आ वंडर्स के बंदर्स बना देलनि.

आ-हां- एकटा गप ते बिसरले जायत छलों --हुनका देखले संता हमरा अहांक भट्टा बाढ़िक मन्नाजिक बनाओल लाठी समेत उनटल करिया खापैढ़ मन पढ़ी गेल. ब्रह्मा बाबा हुनक रचना स्पेशल करियोठ माएट से केने छथिन्ह. परसु भोरे भोर बेचारा के बायब्रिंग उखाढ़ी गेलैक , कुटुंब वाली बात खेने रहथिन्ह विशेषे .बायब्रिंग एहेन हुम्चलाकन्ही जे भोर से दुपहर धरि एक सोरे बेर पिचकारी बांसक अढ़ह मे छोढ़ालैठ. राति मे एहेन दाबल अबाज होय जेना विवाहक देढ़ह आ रसन्चोकी. कखनो टामिगन सेहो चलैत छल परन्तु अपवाद रुपे , आब विशेष कि कही ?तिरपित बाबु लग हुनक शोभा वोहिनाजेना भर्हक्दम लग टनक बेहरि .आर समाचार कि कही ? अपना वोहिथाम पिल्ला पिल्ली मिलआई सात जन छल .तीन गोतनी आ चारी दियाद , सभ एक पर एक बिलैंती .अहि बिच मे बड़ दर्दनाक घटना भय गेलैक . सभ कुत्ता के कोन दन मारुख बिमारी भै गेलैक. तीन टाक ते अपतटी खेत मे प्राण चली गेलैक ,बचलो सभ स्वर्ग पार्सल हेवाक तैयारी मे ऐछ . अहि कारने बड़ दुखी छि. खेवा पिवा मे मोन नहीं लागैत ऐछ देखियोक ने ट्रेजेडी ई भेल, जे कुत्ता श्राद्ध करवा लेल अबैत ऐछ से एही गिरफित मे परि जायत अछि . से गाम परक सभ कुत्ता असहयोग आन्दोलन कयने ऐछ .विचार अछि जहिना दक्षिण अफ्रिका मे शहीद के श्रधांजलि अर्पित करवा लेल मोर्निंग डे मंवैत अछि तहिना हमहूँ सभ शहीद कुत्ता सभ के श्रधांजलि अर्पित करी. मोन, कर्म वचन से शुध्ह भ क अंहु सभ श्रधांजलि अर्पित क दियोक .

पढ़ह्नाय ते कम सम चलैत अछि . देह हाथ छोरि के खायत छि . मुख्यतः ते चारी बेर फा दुआ मिलाय आठ दस बेर . दिमाग से बेसी पेट से काज ल रहल छि. परिणाम ई जे पेट संक्रान्तिक टिमकी कोहा जकां फूलल जा रहल अछि, कपार चोकर बनल जाईत ऐछ. अच्छा ते बेस ...

- अहीनक बत बनौआ

  राजा ललन
- डुमरा .१२.४.६१

- ....................

- बिपिन झा
- **बिपिन झा**

- **पर्वक 'औचित्यक उपेक्षा' सर्वथा चिन्तनीय।**

- भारतवर्षक प्रमुख वशेषता अछि 'विविधता में एकता'। ई वैशिष्ट्य एहि राष्ट्र कें अन्य सऽ अलग छवि दैत अछि। ई विविधता एकर संस्कृति, स्थान, भाषा आदि कऽ रूप में प्रस्तुत होइत अछि। जहाँ तक संस्कृतिक बात अछि विविध प्राकारक पर्वक समावेश अपना में कय लैत अछि।

विविध प्रान्त में आ प्रत्येक माह में विवध प्रकारक पर्व मनाओल जाइत अछि जेकर सूची http://www.festivalsofindia.in/mw.asp एहि साइट सँ प्राप्त कयल जा सकैत अछि। अस्तु कहवाक आशय जे किछु पर्व मात्र क्षेत्रीय स्तर पर ख्याति प्राप्त अछि तऽ किछु राष्ट्रीय स्तर पर, किछु पर एहनो अछि जे विविध प्रान्त में विविध नाम सँ जेना तिला सँकरैत।

एतय हम होली कऽ सन्दर्भ दैत (ई राष्ट्रीय पर्व अछि) हम एहि बातक चर्चा करय चाहैत छी जे - कोन कारण छैक जे दिन प्रति दिन लोक पावनि कें एकटा होलीडे रूप में मात्र स्वीकार करब अधिक पसन्द कय रहल अछि अपेक्षाकृत एहि बात कें कि ई पर्व सभ अपन संस्कृति के किछु विशेष तथ्य के अभिव्यक्त करैत अछि।

सामान्यतया युवावर्ग होली क दिन खायब पीयब मस्त रहब एहि दिस ध्यान देनाई उचित बुझैत छथि। होली क आशय मांस मदिरा आ अन्य के रासायनिक रंग सँ यथा सम्भव परेशान करब, भय गेल अछि। ई पर्व कियाक मनाओल जाइत अछि एहि दिस कोई सोचबाक इच्छा नहिं करैत छथि। कदाचित ई बुझैत जे ई सभ बीतल जमानाक गप्प ीक।

एतय आवश्यकता अछि जे ई जन चेतना जागृत हो कि ई पर्व सभ जे शुभसंदेश दैत अछि ओकर अनुगमन कयल जाय एहि मऽ निहित सन्देश जे सामाजिक एकता आओर राष्ट्र केर अखण्डता क विकास में सहायक हो ओकर विस्तृत विवरण जनमानस के जे ओहि स अपरिचित हो, ओकरा तक पहुंचायल जाय ताकि राष्ट्र विकासक पथ पर सर्वथा अग्रसर हो।

- १.सोच-सरोज 'खिलाडी'-नेपालके पहिल रेडियो नाटक संचालक २.दुर्गानन्द मंडल- लाल भौजी
- सोच-

सरोज 'खिलाडी'

नेपालके पहिल रेडियो नाटक संचालक

(भैसा गामक बेरोजगार मुदा राजनितीक पार्टीके सदस्य छथि । भैसा टेढ टेढ बात करमे माहिर मुदा सत्य आ इमन्दार पात्र छथि मतलब भैसा मजकिया छथि । आई भैसा सबटा काम छोरिक परशु बरियाती जाएके तैयारिमे जुटल छथि ।)

भैसा :– (गँभिर मुद्रामे क्यालकुलेटर आ कापी पेन लक ) :– कम स कम कएटा रसवरी हम खासकैछी ? फेर आओर २ मिठाई सेहो खाएके अछि हमरा । रसबरी कनीका घटाब परलै । दोसर कागजमे सारैछी । (सोचैत) लगभग रसवरी २२० पिस मात्रे, लालमोहन त कि खाउँ ? कम्मेसम खबै ११० पिस, लड्डु त के पुछैछै ? मात्र ८० पिस । आ आओर आओर मिठाई मिलाजुलाक ६० गो । दहि नै खबै मन खराब भजाइत नामके लेल मात्रै खबै मात्र २ ३ तौला । (अचानक) जा ककक । हिसाव जोरके चक्करमे त कालानुन आ जमाइनके फक्की खाएके बिसैरेगेलीयै । (पुरिया निकालैत) जल्दी स खालु । दु दिन स भुकले छि मिठाइ खाएला जल्दी स कालानुन जमाइन खालु तखन नै हिसाब किताब चुक्ता होतै । २ दिन आरो बाकिए छै जम्मा ४ दिन भुकलेरहपरत । ठिके छै लेकिन मिठाई नै छोरबै । (पुरिया निकालैत) एकबेर फेर कालानुन जमाइन खालु । ताबते मे गामक छौरा पचासग्राम हडबराति दौगैत भैसा लँगअबैय आ)

पचासग्रामः–(हडबराति) होउ भैसा भैया, होउ भैसा भैया ।
भैसा :–(रारजका फटकारैत) है कथिला बाप –बाप चिच्याईछे ? । कथि भेलौव आई ?
पचासग्राम (हकमैत) :– तोरा माईके तिनचारी गो हतीयारधारी छौरासब पकैरक लगेलोह ।
भैसा :–(औगताक कनैत) हतियारधारी पकैर क लगेलैय ? हे भगबान आइरे केमहर गेलैय उ सव ?
पचासग्राम :– नदिदिसन गेलैय ।

भैसा :– नदिदिसन । वैदिन आइलरहै ५–७ टा छौरासव चन्दा लेब । त नै देलीयै पक्के ओहेसब होतै । हमकोनो नै चिन्हनेछियै ? ठिक है हम ओकर सबहके अडे पर जाईछियै । देर करबै तकि होतै नै होतै ।
पचासग्राम :– हम त कहै छियो नैजा फोन–तोन करतो त फोन स बात कलीहा ।
भैसा :– है फोनके भरोसे बैसु ? हट हमरा जाइदे ।
(भैसा हडबराइत दौगैत नदितर्फ जाइछथि ।आ अड्डापर भैसाके १टा हतियारधारी पकैरक पुछैय )
हतियारधारी :– है के छे तो ?
भैसा :– भैसा । तो सब हमर माइके अपहरण कक लैले हँ । बता हमर माई काहाँ है ?

(हतियारधारी) भैसाके पकैर क वै ठामके इन्चार्ज लँग लजाइत अछी आ )

(हतियारधारी) :– हजुर ओ बुढिया भूमी देवीके बेटा यिहे है । माइके छोराब आइल है ।
भैसा :– इन्चार्ज साहेव हमरा माइके छोइरदु । हम सव तोहर कथि विगारने छियो ?
इन्चार्ज :–(बजबैत) रे अग्नी ?

अग्नी :– जी
इन्चार्ज :– रे वै दिन चन्दा माँगगेले त कथि कहलकौ यि छौरा ?
अग्नी :– कहे भगवान हात पैर ने देने छौ कमाइला ?
इन्चार्ज :– सबके अपन –अपन काम छै हमर सबके कामे छै अपहरण करक, मारिके पिटके । (भैसापर तकैत) सुन छौरा ५० हजार लक आ । आ माइके लजो । आ सुन आइ दिन स अै ठाम नै अबीहे हम सव अपने फोन करबौ ।
भैसा :– लेकिन हमरा लग ५ चो सय रुपैया नै है । हम गरिव आदमी तोरा सबके कत स ओते रुपैया आइनदियो ?
इन्चार्ज :– तखन एकटा काम कर, तो अपन मतारि स हात धोले । जो चैल जो घर, तोरा मतारिके चालिस टुक्रा क क बोरामे वन्द क क नदिमे फेक देबौ, कुता नढीयाके पेट भैरजऐतै ।
भैसा :– ( पित स ) रे मरदाबाके बेटा छे त फरचीयानले अकेले अकेले । बन्दुक के बल स हिम्मत दखबै छे कायर ।
इन्चार्ज :– कि रे ? तो हमरा चुनौती देले हँ । रे तोरा सन सन ४ टाके हम अकेले उठाक फेकसकैछी, आ खेल्बे आ ।
भैसा :– यि तो अपन सब कुताके कही, कि तो जे हारबे त हमर माइ के छोइर देतौ आ गोली नै चलतौ ।
इन्चार्ज :– ( हसैत ) सुनले रे छौरासब, यी जीत जएतै त केउ गोली नै चलबीहे । बुझले ?
(इन्चार्ज भैसाके माय लँग जा कक)
इन्चार्ज :– बुढीया तोहर बेटा हमरा फरचियाबके धम्की देलकौव। (भैसापर तकैत) समझ यि गेलौ ?
माँय :– नै ओ जऐते नै तो जएबा आ कहु जएवे करबात सुनक होतै हमरे कोख, कोनो माँयके कोख ।
इन्चार्ज :– बुढीया तो भावनात्मक बात नै कर माइर देख माइर ।

(इन्चार्ज आ भैसा मारि करबाके लेल भिरजाति अछि । इन्चार्ज भैसाके एक मुक्का द क मारिके सुरुवात करैत अछि । इन्चार्जके मुक्का भैसाके लगिते भैसाके माँय आहककक कहिक चिच्याति अछि आ भैसाके मुक्का इन्चार्ज के लगिते फेरु भैसाके

माँय आहककक कहिक चिचियाति छथि । भैसाके माँयके चिच्यातिं सुनिक सब आदमीके ध्यान ओकर माँयके तर्फ जाति अछी )

इन्चार्ज :– गेइबुढीया, हम ओकरा मारलियैय आओ हमरा । लेकिन तोहर मुहस खुन कथिला निकलैछौ ?
माँय हम तख्नीए कहलियोह कि केउ मारते ककरो त चोट हमरे लागत ।
इन्चार्ज :– (हसैत) सुनहि रेइ छौरासब, पिटतै हमरा चोट लगतै एकरा
(सबकेउ हसैछथि)

(मारि फेरु सुरु होतिअछि । एमकी बेरके मारि लगातार पाँच मिनेट चलैतअछि । पाँच मिनेट तक मायँ आहककक आहककक चिच्याति छथि । मायँ पाँच मिनेटके बाद बेहोस भ क खैसपरैत छथि । तखन)

इन्चार्ज :–(मायँ तरफ देखैत) बापरे, भैसाके मांयके मुहस खुनेखुन निकललछै । यि कोन आश्चार्य भेलै ? चोट बास्तवमे एकरे माँयके लगलैय ।
भैसा :– आब कथि तोहर माँय आ हमर माँय । तोरो पिटलीयौव त चोट लगलैय हमरे माँयके । तखन त हमर तोहर सबके माँय भेलैनै ?
इनचार्ज :– अच्छा एकटा बात ओई छौराके पिटक देखियै एकरा चोट लगैछै ।
(इन्चार्ज एकटा छौराके पिटैछथि । मुदा छटपटाति अछि भैसाके माँय । इन्चार्ज डर स ओकर माँयके पैर पकरि क कनैत कहैछथि )
इन्चार्ज :– माँय उठु, हमरा स गल्ती भेल माफ करु । आँहा त पुरे नेपालके माँय छी । हमर सोच गल्त छल । माँय सबके एके होइछै । ककरो बेटा आ घरबला मरैछै त दुख होइछै माँयके, नेपाल माँयके । हमसब, सबमधेशी, हिमाली आ पहाडी जनता एके माँयके सन्तान छी । आइ स हम ककरो अपहरण आ ककरो स चन्दा नै मँगबै । (कनैत हमरा माफ कदिअ ।)

- लाल भौजी (आगाँ)
- 
- दुर्गानन्द मण्डल
- 
- दुर्गानन्द मंडलजीक
  लाल भौजी कथाक
  शेष अंश-

हाथ दैत बाजि उठैत छथि एकरा एक्को रत्ती कोनो बातक घ्यान नै रहै छै। कहौ तँ कतैक जाड़ होइत छै..... कहैत बुढ़िकँ पाँजमे उठा आ पुआरक बीछौनपर ओंधरा जाइत छथि। कनिये जा कि लट्टा-पटी होइत आकि तखने आंगनसँ पोता-पोती खा कऽ सुतैक लेल बाबा किलोल करैत मालक घर दिशि दौड़ पड़ैत अछि। बुढ़ि बाजि उठैत छथि- ‘‘छोड़ौ ने, छोड़ौ धिया-पुता

सभ आबि रहल छै।" आ दुनू परानी माने बुढ़ा-बुढ़ि गरमाएले अवस्थामे एक-दोसरासँ धड़फड़ा कऽ अलग भऽ जाइत छथि। रहल जबान-जुआनक गप्प, जबानीक धाह पावि जाड़ो गरमाएले रहैत अछि। बुझू तँ दू परानी जबान-जुआन होथि आ उपरमे रजाइ परल हो तँ जाड़ोकेँ जाड़मे पसीना छुटए लगैत छै। मुदा प्रकृति तँ स्थिर रहत नहि। ओ तँ अपना कालक्रमे चलैत रहत।

बीतल जाड़ मास आएल सरस्वती पूजा उड़ए लागल वातावरणमे रंग-अबीर जारु कात डारि-पातपर चीड़ै-चुनमुनी चहकए लागल। कोइली धीया-पूताकेँ मुँह दुसब सुरु कऽ देलक। आमक गाछ मंजरसँ महमह करए लागल। मुनगा फूल धरए लागल, राइ, तोड़ी, तीसी आ सरिसबमे पीअर-पीअर फूल सेहो लहलहाए लागल। वातावरण किछु दोसरे रंगक भऽ गेल। चारु कात महमह करैत। कथा-कुटमैती शुरु भऽ गेल। कथकिया सभ ठाम-ठाम जाए-आबए लगलाह। कथा फरिछैला उत्तर लाल-पीअर धोती आ ताहिपर लाठी हुरबला लाल-लाल ठप्पा अपन मैथिल सभ्यताक परिचए दिअए लागल। नेना-भुटका सभ फगुनहरि गीत गाबए लागल- "यै बड़की भौजी करियौ बिचार,

कतै दिन रहबै आब हम कुमार

दैखैत देखैत हमरा ई भऽ गेलै

अहाँ बहीनसँ हमरा लभ भऽ गेलै। हरबाहो-चरबाहो सभ फगुआसँ सम्बन्धित मैथिली आ भोजपुरी गीत गाबए लागल। बाध-बोनमे मालो-महिस चराबए आ घर-घसबहिनीकेँ देखैत ई गीत गाबए- "तोहर लंहगा उठा देव रीमौटसँ....।"

घसबहिनीयो सभ उत्तारा देनाइ नइ बिसराए ओहो सभ गाबए ई गीत- "रओ छोड़ा बज्जर खसतो....।" बुझू जे जाड़क खुमारी लोक सभ फागुनेमे उताड़ए चाहैत। जिनका परिवारमे नव विआह भेल रहनि, बुझू तँ हुनकर छओ आंगुर घीएमे आखिर एहि समएसँ भला गोधनपुर गामक रामदेव बाबूक छोटका बचबा उगन किऐक ने लाभ उठबितथि। किएक तँ एहीबेर बाइस दिसम्बर 2009मे हुनक अग्रज दुर्गानन्द जीक विआह दरभंगा जिलाक बरुआरा गाममे सम्पन्न भेल छलनि। तँ भैयासँ तँ डर जरुर रहनि मुदा नवकि कनियाँ अर्थात लाल भौजीसँ खुब रंग-रभस होइत छलनि। उगनक भौजी सेहो करीब एक्कैस बर्खक छलीह। बीस बसन्त तँ सुखले-साखले बितौलनि मुदा एक्कैसम बंसन्त बुझू जे ओ तँ रससँ उगडुब करैत छलीह। बेस पाँच हाथ नमहर-छड़गर, देहो दशा बेस भरल-पुरल गाल तँ बुझू हाइ ब्रीड टमाटर जेकाँ लाल टरैस आ बेस गुदगर। आँखि ऐहन कटगर जे जेकरा दिशि एक बेर ताकि देथिन तँ बुझू सोनित एक्को ठोप नइ खसैत मुदा ओ बेचारे घाएल भऽ जाइत। हुनकर जुट्टी तँ बुझू सुच्चा गहुमन साँप जेकाँ फूफकार छौड़ैत छलनि। नव विवाहित भेलाक कारणे सदिखन भरि बाँहि चुड़ी आ भरि हाथ मेहदी, आरतसँ रंगल पएर, भरि आँखि काजर आ भरि माङ सेनुर लाल टुहटुह करैत। क्यो जँ धोखहुँसँ देखति तँ आँखि चोन्हरा जाइत। सभसँ सुन्दर हुनक वस्त्राभुषणक परिरव आ ओढ़ब छन्हि। एक तँ गोड़ि नारि ताहिपर सँ सुगा पंखी रंगक साड़ी आ बेलाउज आ ओहिक तरमे उज्जर धप-धप करैत ब्रेसिअर जे पहिरथि ओकर उज्जरका फिता, से देखि से देखि उगनकेँ तँ मौगति भऽ जाइत छलनि। ओ मने-मन बिचारथि जे एहि बेरि फगुआमे लाल भौजीकेँ सभ तरहेँ लाल कऽ कए देबनि। दिन बितैत कोनो कि देरी लगैत छै। संयोग एहन जे एहि बेर फगुओ पहिले मार्चमे छल। जेना-जेना फगुआ लगिचाइल जाए उगनक मना तेना-तेना लाल भौजीक जुआनीसँ बौराइल जाइत छलनि।

फगुआसँ एक दिन पहिने उगन दरभंगा अपना डिपटीपर सँ गाम अबैत छथि। किलो दुइ मधुर नेने किलो एक अंगुर, आसेर काजू आ दू पैटिक किशमीस आ चारि-चारि पैटिक हरियर लाल रंग सेहो हाथमे टंगने आएल संग-संग दू शीशी रम सेहो नेने आएल। पीठपर एम.आर. बला बैग। उगन आंगनसँ ससरि ओसारपर जाइत छथि आ ओतैसँ हाक दै छथिन- "भौजी, यै लाल भौजी कतए गेलौं, आउ-आउ लग आउ हम छी उगन।"

लाल भौजी पलंगपर सँ उठि बाहर अबैत छथि। तात उगन पीठपरक बैग निचाँ राखि एक हाथे मधुरक पैकित लाल भौजीक हाथमे दैत आ दहिना हाथमे पहिनेसँ धोरल लाल रंग लाल भौजीक बामा गालपर लगबैत आ दहिना गालमे चुम्मा लइत बाजि उठैत छथि- "अधला नइ मानब फगुआ छी। भौजी यै भौजी आब कहू मन केहन लगैए?"

लाल भौजी चौबनियाँ मुस्की दैत बाजलि- "धूर जाउ, हमरा अहाँक ई चालि नइ सोहाइए।" बाजि लाल भौजी अपना पलंगपर चलि जाइत छथि। आ उगन अपन कोठलीमे। राति भरि उगनक आँखिमे नीन नै भेल। सुतलीयो रातिमे रहि-रहि मन पड़ि उठैत छन्हि भौजी, लाल भौजी........।

- १.**नागेन्द्र कुमार कर्ण-मिथिला पञ्चकोशी परिक्रमा २.**  मनोज झा मुक्ति- **महाशिवरात्री मेला आ गाँजाक व्यापार,मिडिया सेन्टरक स्थापना**
- १



- **नागेन्द्र कुमार कर्ण**
- **मिथिला पञ्चकोशी परिक्रमा**

मिथिलाक प्रत्येक पावनि, तिहारमे परिक्रमा करबाक चलन पुराने आ अनिवार्य रहल अछि । मन्दिरमे हुए या कोनहु पुजा पाठक बाद मन्दिरके कमसँकम एक चक्कर घुमबाक काज जे होइत अछि सैह परिक्रमा अछि ।
परिक्रमा कोनो निश्चित स्थानके कायल जाइत अछि । मिथिलामे विवाह सँ मृत्यु पर्यन्त परिक्रमा कायल जाइत अछि । विवाहमे वर कनियाँ वेदीक चारुकात घुमल करैत अछि जे परिक्रमेक प्रतिक रहल अछि । अहिना परिक्रमा मिथिलाञ्चलमे सृष्टिक शुरुआतेसँ चलि आयल अछि । मिथिलाक राजधानी जनकपुरके केन्द्र मानि परिक्रमा करबाक परम्परा एतऽ रहल अछि, जकरा पंचकोशी, माध्यमिकी परिक्रमाक नामसँ सम्बोधन कायल जाइत अछि ।
हरेक वर्ष फागुण कृष्णपक्षक अमावश्यासँ शुरु भऽ फागुण पूर्णिमाधरि पञ्चकोशी परिक्रमा मनाओल जाइत अछि । परिक्रमा जनकपुरसँ शुरु भ जनकपुरेमे जाऽकऽ ईतीश्री होइत अछि ।
परिक्रमा वृहत, मध्य आ अन्तगृही पश्चात सम्पन्न होइत अछि । वृहद परिक्रमा उत्तरमे हिमालय पर्वत श्रेणी, पूवमे कोशी, दक्षिणमे गंगा आ पश्चिममे गण्डकधरिके परिक्रमाकबाद सम्पन्न होइत अछि । आइकाल्हि एहि तरहक परिक्रमा विरले कयल जाइत भेटैत अछि ।
मध्य परिक्रमा अठारहमं शताब्दीसँ पूवेसँ मनवैत अएबाक विश्वास कायल जाइत अछि । पहिने पहिने ई परिक्रमा ५ दिनधरि मनाओल जाइत छल । एहि परिक्रमाके २०म् शताब्दीमे आविकऽ महात्मा सुरकिशोर दास पाँच दिनसँ १५ दिन बनौलथि । जकर कारणसँ अखन एहि परिक्रमामे साघुसन्त, महन्थ, गृहस्थ, नागा लगायतक वृहत उपस्थिती रहैत अछि ।
मिथिलाक राजधानी जनकपुरके केन्द्रविन्दू मानि नेपाल आ भारतक १५ विश्राम स्थलमे बसोबास कऽ फागुन पूर्णिमाक दिन जनकपुरमे अन्तगृही परिक्रमा कएला पश्चात एकर समापन कायल जाइत अछि । १५ विश्रामस्थल जनकपुरसँ पाँच पाँच कोशक दुरीमे रहबाक कारणे एकर नाम पञ्चकोशी परिक्रमा परल अछि । फागुण अमावश्याक दिन धनुषाक कचुरीसँ मिथिलाविहारीक (रामसीता) आ किशोरीजीक डोला बाजागाजा सहित जनकपुर स्थित जानकी मन्दिरमे लावि परिक्रमाक विधिवत शूरुवात होइत अछि । ई डोला मिथिलाक विभिन्न धार्मिक, ऐतिहासिक आ पुरातात्विक महत्व रहल स्थलक परिक्रमा कऽ कऽ जनकपुरमे आविकऽ सम्पन्न होइत अछि । जनकपुरमे मध्य परिक्रमा अन्तगृही परिक्रमाक रुपमे सम्पन्न होइत अछि ।
परिक्रमाक अवधिमे परिक्रमा यात्रीसब नेपाल आ भारतक १५ स्थानमे बास बसैत छथि । जाहिमे धनुषाक जनकपुर, धनुषाधाम, हनुमानगढी, औरही, सतोषर आ पर्वता, महोत्तरीक मटिहानी, जलेश्वर, मडै, धुव्रकुण्ड आ कञ्चनवन, भारतक गिरिजास्थान फुलहर, कल्याणेश्वर, विशौल आ करुणा लगायतक स्थानमे परिक्रमायात्रीसब विश्राम करैत छथि ।
परिक्रमाबासीसब करीब १२८ किलोमिटरक यात्रा कएल करैत छथि ।
नेपाल आ भारतक सामाजिक सदभावक सेतुक रुपमे रहल ई परिक्रमा धार्मिक, ऐतिहासिक आ पूरातात्विक महत्वक परिचायक





अछि । परिक्रमा आर्थिक दुनु कातक जनताक मजबुतीक एकटा कारक सेहो बनल अछि । विश्रामस्थल विशिष्ट महत्वक भेलाकबादो अवस्था दयनिय रहल अछि । ताहि स्थलसबमे रहल जलाशय, मठ, मन्दिर उपेक्षाक कारणे दिनानुदिन जीर्ण बनि रहल अछि । परिक्रमा सडकक निर्माण हरेक वर्ष जोडतोडकसँग उठौलाक बादो अखनधरि सडकक निर्माण नहि भेलाक कारणे परिक्रमाबासीसबके अपेक्षाकृत बेसिए कष्ट भोगवाकलेल विवश कऽदैत अछि ।

परिक्रमा केलाकबाद सुख, शान्ति, मनोकामना पुर्ण होएबाक विश्वास रहल मान्यताक कारणे प्रत्येक वर्ष परिक्रमा यात्रीक संख्यामे बढोत्तरी होइत आयल अछि ।

परिक्रमा मार्ग

मध्य परिक्रमा अर्थात पञ्चकोशी परिक्रमा नेपाल भारतक ८० कोशक वृत्ताकारमे धुमिकऽ मनाओल जाइत अछि । नेपाल आ भारतक १५ विश्राम स्थलमे फागुण अमावश्यासँ फागुण पूर्णिमाधरि ई परिक्रमा पुरा होइत अछि । हरेक विश्रामस्थलक अपने अपने तरहक विशिष्ट आ पुरातात्विक महत्व रहल अछि ।

(१) हनुमानगढी :– फागुण अमावश्याक दिन धनुषाक कचुरी मठसँ निकलल रामजानकी (मिथिलाविहारी)क डोला जानकी मन्दिर होइत बाजागाजा सहित हनुमानगढीमे रात्रिक विश्राम करैत अछि । एतऽ शताब्दियो पुरान हनुमानक विशाल मूर्ति रहल अछि ।

(२) कल्याणेश्वर (कलना) :– विश्रामक दोसर पडाव स्थल भारतक कल्याणेश्वर अर्थात कलना अछि । एतऽ कल्याणेश्वरनाथ महादेवक मन्दिर अवस्थित अछि । राजर्षी जनकद्वारा अपन राजधानीक चारु कोन्हमे स्थापना कायल चारि महादेव मध्य ई एक अछि ।

(३) गिरिजास्थान (फुलहर) :– कल्याणेश्वरस्थानसँ चारि कोस दक्षिण पश्चिममे रहल गिरिजास्थान, परिक्रमाक तेसर दिनक विश्राम स्थल अछि । गिरिजास्थान पौराणिक स्थल रहबाक विश्वास अछि । त्रेता युगमे जानकीजी एत्तहि फुल लोढ़वाक समयमे श्रीरामसँ पहिल भेंट भेलछलनि से किंवदन्ति अछि । एतऽ दुःखहरण कुण्ड, सीतासागर आ फुलवारी रहल अछि ।

(४) मटिहानी :– मिथिला पञ्चकोशी परिक्रमा चारिमदिन अर्थात फागुण शुक्ल तृतीयाक दिन महोत्तरी जिल्लाक पहिल विश्राम स्थल मटिहानीमें प्रवेश करैत अछि । एतऽ सीताजीक मटकोरक लेल माटि खनाएल विश्वास कायल जाइत अछि । एहिठाम प्रसिद्ध लक्ष्मी सागर नामक विशाल पोखरि आ प्रसिद्ध लक्ष्मीनारायणक मन्दिर रहल अछि ।

(५) जलेश्वर :– मटिहानीसँ परिक्रमायात्री पाँचमदिन जलेश्वर पहुँचैत अछि जे मटिहानीसँ २ कोश पश्चिममे अवस्थित अछि । एतऽ जलमे विराजमान जलेश्वरनाथक पुजा आराधना पश्चात यात्रीक रतुका विश्राम एतहि होइत अछि ।

(६) मडै :– फागुण शुक्ल पञ्चमीक दिन परिक्रमाक डोला जलेश्वरसँ प्रस्थान कऽ मडै पहुँचैत अछि आ एतऽ रातिक विश्राम करैत अछि । प्राचिनकालमे एतऽ माण्डव ऋर्षीक आश्रम आ सीताजीक विवाहकलेल मडवा (वेदी) एत्तहि बनाओलगेल बुढ़ पुरानक कहबी छन्हि ।

(७) धुरवकुण्ड :– परिक्रमावासी मडैÞसँ सातम दिन धुरवकुण्ड पहुँचि एतऽ विश्राम करैत अछि । एतऽ ध्रुवक मन्दिर आ ध्रुव कुण्ड रहल अछि ।

(८) कञ्चनवन :– ध्रुवको दर्शन कएला पश्चात परिक्रमाबासी महोत्तरीक अन्तिम पडाव स्थलक रुपमा रहल कञ्चनवनमे सप्तमीक दिन विश्राम लेल करैत अछि । एहिठाम ईच्छावती आ विरजा गंगाक पवित्र संगमस्थल भेलाक कारणे एकरा पवित्र मानल जाइत अछि । पौराणिककालमे एतऽ अनारवन, तमालवन, तालवन, कदलीवन लगायतक १२ टा रमणीय वन रहल छल । त्रेता युगमे एतऽ भगवान राम हारी खेलने रहल किंवदन्ति अनुसार एतऽ परिक्रमाबासी पहुँचिकऽ अविर खेलीकऽ होली मनवैत अछि ।

(९) पर्वता :– नवम् दिन परिक्रमायात्री धनुषाक पर्वतामे विश्राम लैत अछि । राजा जनकद्वारा स्थापित क्षिरेश्वरनाथ महादेवक प्रसिद्ध मन्दिर एतऽ रहल अछि ।

(१०) धनुषाधाम :– पर्वतासँ परिक्रमाबासी दशम् पडावस्थलक रुपमा रहल धनुषाधाम पहुँचैत अछि । एहिठाम जनकपुरमे सीताक स्वंयम्वर होइतकाल मर्यादापुरुषोत्तम श्रीरामद्वारा तोड़लगेल धनुषक एकटा टुकड़ी खसल विश्वास अछि । एतऽ सीताराम, हनुमान लगायतक मन्दिर रहल अछि, मुदा दर्शनार्थीक दर्शनक केन्द्रविन्दु धनुषे रहल पाओलगेल अछि ।

(११) सतोषर :– फागुण शुक्ल दशमीक दिन परिक्रमाबासी डोलाक संगे सतोषर पहुँचल करैत अछि । एहिठाम सातटा पोखरी

होयबाक कारणे एकर नाम सतोषर परल अछि । एतऽ शिव आ सीताराम मन्दिर रहल अछि ।

(१२) औरही :– विमला नदीक तटमे अवस्थित औरहीमे परिक्रमा यात्रीसब अपन १२ दिनक विश्राम लेल करैत अछि ।

(१३) करुणा :– नेपालक औरहीसँ पुनः परिक्रमा भारतक करुणामे तेरहम् दिनमे प्रवेश करैत अछि । एहिठाम करुणा नामक नदी विख्यात रहल अछि ।

(१४) विशौल :– करुणाक विश्रान्तिकबाद परिक्रमाबासी चर्तुदशीक दिन भारतक विशौल पहुँचैत अछि । एहि स्थान होइत कमला नदी वहैत अछि आ एतऽ ऋर्षी विश्वामित्रक मन्दिर सेहो अवस्थित अछि ।

(१५) जनकपुर :– भारतक विशौल पश्चात परिक्रमाक अन्तिम पडावस्थलक रुपमे नेपाल स्थित मिथिलाक राजधानीक रुपमे विश्व प्रसिद्ध रहल जनकपुरमे पहुँचिकऽ परिक्रमाबासी विश्राम करैत अछि । एतऽ रतुका विश्राम पश्चात अन्तिम प्रहरमे अन्तगृही परिक्रमा करबाक परम्परा रहल अछि । जानकी आ राममन्दिरके केन्द्रविन्दु मानिक अन्तगृही परिक्रमा होइत अछि । एतऽ सम्मत जरौलाकवादमे मिथिलामे होली अर्थात फगुआक डम्फ बजैत रंग आ अविरक वर्षा प्रारम्भ भऽजाइत अछि ।

- 
- २



- 

**महाशिवरात्री मेला आ गाँजाक व्यापार**

मनोज झा मुक्ति




- 

संसारमे सबसँ प्रसिद्ध शिवलिङ्ग रहल नेपालक काठमाण्डू स्थित मन्दिर सबठामक हिन्दू सबहकलेल पैघ आस्थाक केन्द्रकरुपमे परिचित रहल अछि । विभिन्न अवसरपर एतऽ लागऽवला मेलामे कसिकऽ दर्शनार्थिक भीड़ लगैत अछि । ओना बेगर मेलोके पशुपतिनाथक दर्शनकलेल संसारक सभ कोनासँ हिन्दूसब आओल करैत अछि ।

विषेश रुपसँ शिवरात्रीमे पशुपतिनाथक मन्दिरमे अपार भीडभाड लगैत अछि । बहुत दुर दुरसँ योगीसब बाबाक दर्शनकलेल सेहो अवैत अछि । नेपाल सरकारक दिससँ जोगी सबहकलेल विषेश व्यवस्था होएबाक कारणे सेहो जोगी सबहक आकर्षणक केन्द्र पशुपतिनाथ बनल अछि । शिवरात्रीक अवसरपर आओल जोगीके एतऽ सेवा सत्कारक अलावा सम्मानक सँग विदाई करबाक परम्परा चलैत आएल अछि ।

नेपाली भाषामे एकटा कहबी छैक,'पशुपतिको यात्रा, सीद्राको व्यापार' । जकर अर्थ होइछ, पशुपतिक यात्रा आ सिधरीक व्यापार । सिधरीक उदाहरण एहिलेल देलगेल होएबाक चाही कि निरंकारक दरबारमे, दर्शनक बहन्नासँ सभ तरहक लोक अपन अपन कार्य सिद्धि करैत छथि । पशुपतिनाथक प्राँगणमे शिवरात्रीक समयमे लागऽवलामे औनिहार जोगी सबमे बहुत लोक त जोगीक भेषमे मात्र आ मात्र गाँजाक व्यापार करबाकलेल अवैत अछि । एकटा आओल जोगीक कहब रहनि जे 'दू दिन गाँजा बेच लेलहुँ त भरि सालक जेबखर्ची चलि जाइत अछि ।' हुनक कहब रहनि जे हम सबदिन गाँजा नई बेचैछी, मुदा शिवरात्रीमे गाँजाक बेचवामे कोनो रोकटोक नई रहबाक कारणे हमहुँ ओइदिन गाँजा बेचलेल करैत छी ।

एहि बेरुका वितल शिवरात्रीमे हमहुँ गेल छलहुँ ई देखबाकलेल जे कोन तरहें गाँजाक खुलेआम बाजार लगैत अछि पशुपतिनाथक मेलामे । जखन पशुपतिनाथक मन्दिरक सटले रहल आर्यघाटक सँगेक पुलसँ वाग्मतीके ओहिपार राम मन्दिरक प्राँगणमे प्रवेश केलहुँ त विभुतसँ अपना शरीरके रंगने बाबासभ अपन अपन खन्ति गाड़िकऽ धुनी रमौने बैसल भेटलाह । हम आ हमरा संगे तीनटा आओर मीत्र रहैथ । हमसब पहिनहींसँ गाँजाक बाजारमे जाऽकऽ मोलजोल करबाक, मुदा नहिं किनवाक बात विचारिकऽ ओतऽ गेल छलहुँ ।

ओतऽ देखलियैक प्रायः बाबासब अपना अपना आगामे नीक चीप्पीबला गाँजा एकटा प्लास्टिकवला पुडियामे देखयबाकलेल धेने छथि आ एकटा छोट वासनमें गाँजाक बुकनी रखने ओकरा सिकरेटमें भरैत अछि । सिकरेट भरि भरिकऽ आगामे सजाविकऽ राखिरहल छथि । हुनकासँ पुछलियैन,'बाबा गाँजा केना देते हैं ?'

बाबा कहलथि,' दश रुपैयाका एक सिकरेट '

हम कहलियैन,'बाबा, बहुत महँग भऽ गया, कनि कम नही होगा ?'

बाबा,'हम दुसरे बाबाजी जैसे भाँगको गाँजा कहकर नही बेचते हैं, एकदम असली माल है ।'

हम, 'बाबा केना बुझेंगे जे ई असली है ?'

बाबा(गाँजाक चीप्पी देखवैत), 'ई देखता है, वस ऐसाही माल हमारे ईहां मिलेगा '

हम, 'बाबा २५ रुपैयामे चारिटा दिजिएगा ?'

जखन हम १० रुपैयामे एकटा दाम कहने सिकरेटके २५ रुपैयामे चारिटा देवाक बात कहलियैन्ह त बाबा मोनके मसोरैत देवाकलेल तैयार भऽ गेलाह । मुदा हमरा सबके लेबाक नई छल ताँए दुआरे ओतऽसँ आगा बढलहुँ ।

आगा बढलहुँ त देखैत छी जे सब बाबाक आगामे ओहिना सिकरेट सजाओल अछि आ गहिंकीसब किनमे आ बाबाजीसब बेचऽमे व्यस्त छथि । फेर एकटा बाबालग पहुँचलहु आ पुछलियैन्ह, 'बाबा परसाद है ?'

बाबा( हमरा दिस निचासँ उपरदिस घुरैत), 'बेचनेके लिए त नही है, लेकिन पीनेके लिए मिल जाएगा '

हम,'कते पैसा लगेगा ?'

बाबा,'१००÷५० जो देना हो देदो'

हम,'बाबा ५ रुपैयाके नही मिलेगा ?'

बाबा,'यहाँसे जाओ, पाँच रुपैयाके गाँजा नही मिलता है ।'

हमसब फेर ओतसँ आगा बढलहु त एकठाम ५÷६ टा बाबाजी चारुकातमे वैसिकऽ धुनी तपैत देखलियैन । हम ओतऽ जाकऽ पुछलियै जे बाबा परसाद मिलेगा ? केओ किछु नई बाजल तहन हमसब आगा बढऽ लगलहुँ । हमरा सबके आगा बढैत देखि ओहिमेंसँ एकटा बाबा बजौलथि आ कहलथि,' जादा त नही है, हँ कमसम पानेके लिए परसाद मिल जाएगा ,'

हम,'कते रुपैया देना पडेगा ?'

बाबा,'कमसेकम १० रुपैयाका'

हम,'बाबा दू रुपैयाके नही मिलेगा ?'

बाबा(हमरा मुँहपर ठिकियवैत),' अच्छा लाओ लेले ।'

बाबाके देवाक तैयारी भेल देखिकऽ हमर मित्र कहलथिजे छोडू चलु चलु कहैत हमसब आगा बढि गेलहुँ ।

ओहि प्राँगणमे किछु विदेशी महिला आ पुरुषसेहो बाबाक धुनीक बगलमे गाँजा भरल चीलम सुनगवैत नजर आओल । ओहि परिसरमे भिडभाड बहुत कसिकऽ छल, आ ओहि परिसरमे घुमैत प्रायः दर्शनार्थीक आँगि देखवा योग्य छल । किनको आँखि बुझाइत छल जे लाल भऽकऽ आब निकलही बला अछि त किनको आँखि डुबिगेल अछि । जाहीमे युवा आ युवती सभ सामेल छल । सबहक चलबाक दृश्य सेहो देखवा योग्य छल । एकटा डेग एम्हर त दोसर ओम्हर । ओहीमे गाँजाक अवैद्य बिक्रि नई हो ताहिलेल सुरक्षा निकाय प्रहरीक ड्यूटी सेहो खटौने छल । गाँजा रोकबाकलेल आएल पुलिस सेहो बाबाक धुनीक आगा गाँजाक सोंटा लगवैत नजरि आएल । नजारा सब देखैत हमसब ओतऽसँ बाहर निकललहुँ आ शिवरात्रीक अवसरपर पशुपतिनाथक दर्शन करबाकलेल आओल अधिकांश बाबाक असली कारणसँ भिज्ञ भेलहुँ ।

बुझाइया ताहु दुआरे अनदिनो जौं केओ कहैत अछि जे पशुपति जाऽकऽ अवैत छी त अधिकांश लोक ई बुझैत अछि जे,' ई पक्के गाँजा पिवऽ जाऽरहल छथि ।'

जौं एहि तरहक गाँजाक खुल्ला व्यापार होइत रहल त लोक अपना धियापुताके शिवरात्रीक मेलामे पशुपतिनाथक मन्दिरमे पठेवासँ परहेज नई करत तकर कोनो ग्यारेन्टी नहि ।

**मिडिया सेन्टरक स्थापना**

पशुपति क्षेत्र विकास कोषद्वारा पशुपतिनाथक महिमाके राष्ट्रिय÷अन्तरराष्ट्रिय रुपमे प्रचार प्रसार करबाकलेल मिडिया सेन्टरक स्थापना केलक अछि ।

पशुपतिनाथक सम्बन्धमे देश÷विदेशमे रहल हिन्दू आ गैर हिन्दू सबहक पशुपतिनाथक सम्बन्धमे जानकारी कराएब प्रमुख उद्देश्यक संग स्थापित मिडिया सेन्टर पशुपतिनाथ सम्बन्धि सभ तरहक सूचना संसार भरि संप्रेषण करबाक काज करत से बात मिडिया सेन्टरके उद्घाटन करैत कोषक सदस्य सचिव सुशील नाहटा बतौलन्हि ।

श्रीपशुपतिनाथक परिसरमे लागऽवला हरेक मेला÷महोत्सवमे सूचना प्रकाशन÷प्रशारणकलेल आबऽवला संचारकर्मीके यथा संभव सहयोग करबाक काज मिडिया सेन्टरके रहल बात बताओलगेल अछि ।

तहिना संसारभरि घरेमे बैसल बैसल पशुपतिनाथ सम्बन्धि हरेक गतिविधिके देखवाकलेल कोषद्वारा मिडिया सेन्टर मार्फत वेभ साइटक शुरुवात सेहो कयलगेल अछि । धधध।उबकजगउबतष्।यचन।लउ ठेगाना रहल एहि साइटक उद्घाटन संस्कृति मन्त्री मिनेन्द्र रिजाल कयने रहथि ।

३. पद्य




३.१. कालीकांत झा "बुच" 1934-2009- आगाँ



३.२. गंगेश गुंजन:अपन-अपन राधा १९म खेप



कालीकांत झा "बुच" 1934-2009

हिनक जन्म, महान दार्शनिक उदयनाचार्यक कर्मभूमि समस्तीपुर जिलाक करियन ग्राममे 1934 ई0 मे भेलनि । पिता स्व0 पंडित राजकिशोर झा गामक मध्य विद्यालयक

प्रथम प्रधानाध्यापक छलाह। माता स्व0 कला देवी गृहिणी छलीह। अंतरस्नातक समस्तीपुर कॉलेज, समस्तीपुरसँ कयलाक पश्चात बिहार सरकारक प्रखंड कर्मचारीक रूपमे सेवा प्रारंभ कयलनि। बालहिं कालसँ कविता लेखनमे विशेष रूचि छल । मैथिली पत्रिका- मिथिला मिहिर, माटि- पानि, भाखा तथा मैथिली अकादमी पटना द्वारा प्रकाशित पत्रिकामे समय - समयपर हिनक रचना प्रकाशित होइत रहलनि। जीवनक विविध विधाकेँ अपन कविता एवं गीत प्रस्तुत कयलनि। साहित्य अकादमी दिल्ली द्वारा प्रकाशित मैथिली कथाक इतिहास (संपादक डॉ0 बासुकीनाथ झा )मे हास्य कथाकारक सूची मे, डॉ0 विद्यापति झा हिनक रचना ''धर्म शास्त्राचार्य"क उल्लेख कयलनि । मैथिली एकादमी पटना एवं मिथिला मिहिर द्वारा समय-समयपर हिनका प्रशंसा पत्र भेजल जाइत छल । श्रृंगार रस एवं हास्य रसक संग-संग विचारमूलक कविताक रचना सेहो कयलनि । डॉ0 दुर्गानाथ झा श्रीश संकलित मैथिली साहित्यक इतिहासमे कविक रूपमे हिनक उल्लेख कएल गेल अछि |

**!! राधिकाक विलाप !!**

चलि गेला सखि श्याम जमुना पार गय,
हमर जीवन नाव तजि मजधार गय ।
पीठ पर फहरा रहल छल पीत पट,
कॉख तर बॅसुरी अधर पर एक लट,
कर कम लमे काठ केर पतवार गय ।.........

भऽ गेला वैराग्य लऽ घर सॅ विदा,
ज्ञान मे वनि नाथ गुरू जगतक मुदा,
प्रेम मे की ई उचित व्यवहार गय ।......................

सत्य अछि घनश्याम चोर हियतोड़ छथि,
रूप कपटी निरदयी बेजोर छथि,
झूठ योगेश्वर कहनि संसार गय ।.............

आन खातिर कान्ह पूर्णानंद छथि,
मिलन सुमनक शुद्ध मधु मकरंद छथि,
वृजक बनला विरह हाहाकार गय ।.............................

हुनक सांख्यक गीत सॅ गीता बनल,
भक्ति केर उपदेश सॅ गुंजित गजल,
राधिकाक विलाप सभ वेकार गय ।.......................................

**!! हमर गाम !!**

हमर गाम अछि बड़ महान औ, शकरकंद लागल गारा ।
परतर के कऽ सकतै आन औ, शकरकंद लागल गारा ।।

हलधर जूआन विशुनदेव पहलमान जतऽ,
बुलबुल, बुच, बैजू बनऽल विद्वान जतऽ,
ब्रह्मदेव सऽन विद्वान औ शकरकंद लागल गारा ।
परतर ...................................................................... ।।

दऽस लोक बीच बनै धर्मावतारे,
देखू से कऽ रहलै भवसागर पारे
सुनहट मे लऽ रहलै प्राण औ शकरकंद लागल गारा ।
परतर ...................................................................... ।।

मूरूख भऽ वी0 ए0 केर काने कटै छै,
भोरे सॅ साॅझो धरि ज्ञाने छॅटै छै,
निशवद मे चरबै - छै धान औ शकरकंद लागल गारा ।
परतर ...................................................................... ।।

सगरो दिन रहलै फलहारे मे बैसल,
साॅझे देखै छी ओ गहवर मे पैसल,
कक्कर कऽ रहलै धेयान औ शकरकंद लागल गारा ।
परतर ...................................................................... ।।

जक्कर मधूर चाखि मस्त गामवासी,
खाकऽ धधूर सैह बनलै उदासी,
कचरी केर केलकै दोकान औ शकरकंद लागल गारा ।
परतर ...................................................................... ।।

भेल चौपाड़ि पऽर पूरा कठघारा,
नौला सॅ भऽ रहलै वीस अवधारा,
राखू सिङराही केर मान औ शकरकंद लागल गारा ।
परतर ...................................................................... ।।



गंगेश गुंजन:

जन्म स्थान- पिलखबाड़, मधुबनी।श्री गंगेश गुंजन मैथिलीक प्रथम चौबटिया नाटक बुधिबधियाक लेखक छथि आऽ हिनका उचितवक्ता (कथा संग्रह) क लेल साहित्य अकादमी पुरस्कार भेटल छन्हि। एकर अतिरिक्त मैथिलीमे हम एकटा मिथ्या परिचय, लोक सुनू (कविता संग्रह), अन्हार- इजोत (कथा संग्रह), पहिल लोक (उपन्यास), आइ भोर (नाटक)प्रकाशित। हिन्दीमे मिथिलांचल की लोक कथाएँ, मणिपद्मक नैका- बनिजाराक मैथिलीसँ हिन्दी अनुवाद आऽ शब्द तैयार है (कविता संग्रह)।१९९४- गंगेश गुंजन (उचितवक्ता, कथा)पुस्तक लेल सहित्य अकादेमी पुरस्कारसँ सम्मानित ।

**अपन-अपन राधा १९म खेप**

ने करथि बैसि क' एक क्षण दुटप्पी
ने भैये जाथि हमरा अंतर मे चुप, शांत|
मन तं बरु हो हमर, हमर अप्पन, अपने मे भेटैत
खास अपना अधीन |
कहाँ होइत अछी से ? कहाँ?
कोनो उपायों कहाँ होइछ...
उत्ताप दग्ध ह्रदय मे ई शीतल , निश्चिन्त,
रौद-बसात सबटा जेना भेल अछि, जेना किछु नहिं |
सब किछु भ' गेलय किछु ने |
ई तं नबे पराभव थिक, नबे रूपक माया !
बेश नाचि रहलौन्हें आत्मलिप्त अपनहिं अरजल एहि
स्वपीरण के बान क' जेना अनुष्ठान
बेश भक्ति-स्वाहैत समर्पण सं क' रहल छी कए दिन सं होम!
अपनहिं नहिं ,हुनको विरुद्ध ई कर्मकांड, जिनका

भरि गोकुल कहैत छनि कन्हाई |

...ई करिया छौंरा नहिं जीब देत, नईं मर' देत|
नै रह' देत, नईं कह' देत किछुओ टा...
अपने रहत एहिना अलोपित |
कतोक-कतोक दिन, आ बनल बौक राखत हमरो बना क' एहिना
एही दशा|
...राधा दाई  बड़ कठोर भ' जीह कूच' लगलीह-मनकथा मे एना
श्री कृष्ण कें करैत गंजन, लगबैत अभियोग पर अभियोग कयना गेलनि घोर पाप से
बोध क' देलकैन अस्तव्यस्त, अस्थिर-अशांत प्राण !
छटपट छटपट करय लगलीह, कए टा कृत्रिम व्यवहार-बात , जेना -
धोअ' जल सं आंखि-मुंह-कपार-कान-गर्दैन गरदनि-हाथ-पैर आ नुआक आंचर सं पोछैत बेर-बेर
फेर-फेर पोछैत अपन पोछलो देह-अंग
जेना अपनहिं कें करबा लेल निस्संग क' गेलीह कतोक काल
कैक टा एहने विषय , बनौटी काज | ई सब केहन राधाक कर्म आ
कृष्णक की मर्म ? मुदा लिखत लिखितय राधा-
एक टा नबे कर्मगीता सभक सौंसे समाज सब लोकक  बुद्धि श्रमक करबा लेल
नब तरहक प्रयोग-उपयोग, तकर लगाबितय अनुमान-विज्ञान |
सभक श्रमें ठाढ़ करितेय सबहक एकहि समाज, तेहन लोक-बुद्धि
नब सर्जित सृष्टि नूतन स्वाद सुखी लोक-श्रमिक-संसार !
बनाबितौं हमहीं
हमहीं बनायब से स्वाधीन सुरक्षित सबहक समाज|
कहिया मुदा ?
कोना ?

मुदा कि कोनो निर्माण थिक चूल्हि फूकबक सन सरल काज,
राधा, बाज। छैक तेहन सोझ काज, नीपिया-बढ़िया आ एत' धरि जे
मालजालक सेवा सन सहज-सरल ?
से कथमपि नहिं, कथमपि, बनब' सं पहिने अपना कें किछु बनाब' पडैत छैक-
बना सकबा योग्य !

से योग्य लोक होइत अछि एकटा बुद्धि, प्रेरणा,चेतना ।

अभ्यास-प्रयासक बलें बिनु थाकल अनवरत चलबाक-
चलैत जयबाक संकल्प सँ मात्र कल्पना करैत छैक-
मनुक्ख कें तैयार क' जयबा लेल, अपना अपन निजी परिवार छोड़ि
सौंसे समाजक करबा वास्ते काज-उपकार ।

से कल्पना रूप धरैत अछि-कर्मक, मोन आ मेहनतिक निरन्तर
कारबार मे,सुतैत-सुतैत-उठैत,चलैत-बैसैत
मनक स्वप्न करबा मे यथाशीघ्र साकार
जाय नहि दैतछि एकहु टा क्षण अनेरे-बेकार से
क्रम क्रम सं धर' लगैत छैक रूपाकार ।
स्वप्नक साँचक आ गढ़बाक उपक्रम मे होअ' लगैत छैक
ठाढ़ अनमन सभ भोर देखबा योग कोनो छोटछिन गाछ भने हो भाँटाक,
एक रती आओर ऊँच मूड़ी ! पात सब ओकर आओर देखार
देखबा-बुझबा योग्य से विकास, उन्नतिक लक्षण ,
समय कें सक्रिय-स्वतः चलैत-चलवैत रखबाक अथक स्वभावक दर्शन
प्रेरित करबाक दायित्व-निर्वाह, बुझाइत छैक--राति बीतल तं एकहि ठाम
अर्थात ओत' नहिं जतए सँ साँझ भेल रहय, ओ बीति क' बढ़ि गेलय आगाँ-
भाँटा गाछक एक नह बढ़बा मे,
भरि टोलक इनारक भोरका जल मे, आ कए पक्षीक बयस्क कलरव मे मिज्झर
भेल किछु आओर चुनचुन करैत सद्यः जनमल चुनमुन्नीक बोल मे
अनमन जेना मन्द्र आ तार सप्तकक लागि गेल हो कोनो-
पँचम, बा मध्यम स्वर एक्के संग आ ध्वनित भ' गेल हो सबटा
एकदम्मे सँ नब रूप-स्वाद मे अवर्णनीय !
काल एहिना एही सब गतिविधि-प्रकार मे
आगाँ बढ़ैत अछि। सभक बयस मे एक दिन आरो जुटि जएबाक रूप मे,
गत दिनक बाँचि गेल खेत कें जोति पूरा क' देबा मे काल बढ़ल अछि आगाँ।
ओ नहिं ठहरल भरियो राति। लोक-पशु-पक्षी-मालजाल आ गाछ बृक्ष जकाँ भरि राति
सुतबा-सुस्तएबा आ विश्राम करबा मे किंबा जगले स्वप्न बिद्ध!

पडऽल एक ठाम कोनो सीमित स्मृति-सुख कामनाक
स्वकेन्द्रित मोहक ठहरल संसार मे नहिं। समय तकरा अनठा क' बढ़ल गेलय आगाँ।
पाछाँ घुरबाक ओकरा अधिकार नहि भेटलैक। नीके भेलैक। सोचि-बुझिये क' कएलखिन ई सृष्टि
एहन विधान, काल नहि घूमि सकय पाछाँ, नहिं तं ओहो बनि जायत मनुक्खे जकाँ-अहदी,स्वार्थी
आ तें आत्मसुख लीन जीव ! गबैत अतीतक कुरूप सँ कुरूप कटु सँ कटु गीत,
मनेमन देखैत रहत मन माफिक बिन देखलो व्यतीत, तकर मृत अधमृत चित्र भेल आत्म विभोर।
करैत रहत प्रात सं दुपहरिया, साँझ सं भोर..
मरल अतीत मे जीयब केहन व्यर्थक थिक इच्छा मनक ?
काल टा बाँचल अछि एहन संक्रामक रोग सँ, रच्छ अछि।
तें तं अछि साबुत निर्भीक निर्मम सेहो,तें ओ सतत तैयार !
अपन प्रगति आ कर्म लेल ओकरा ने चाही कोनो टा औजार,
मनुष्य जकाँ,जकरा दातमनि पर्यन्त हेतु चाही एक टा छूरी,
नह काट' वास्ते नहरनी...मनुक्ख कें दाँत खोधबाक लेल पर्यन्त चाही-नोकगर खड़िका।
किछु ने किछु कोनो ने कोनो औजार
मनुक्ख भेल गेल किंचित तें कालक्रमे हिंसक !

ई कोनो आत्मग्लानि करबा योग्य विषय नहि रहैक जतेक राधा कें बुझाय लगलनि।

अपनएहि मनोदशा मे जीवैत एहन नोतल असकर एकान्त मे अपन आ भाव संग आइ
कए दिन बीति गेल छलनि। कए दिन गाम,लोक,समाज सँ अदृश्य अपन उपार्जित
एकान्त मे यद्यपि बुझाइत छनि सब किछु छनि उपस्थित, श्रीकृष्ण जत' सद्यः उपस्थित
होथि ओतहि तं छनि हुनक ब्रह्मांड उपस्थित ! मुदा ई बोध राधा कें एक रूपें तेना समृद्ध
कएने रहलनि आइ धरि जेना कठिनता सँ अर्जल पर्याप्त धन पर कोनो अकर्मक भ' गेल
धनिक! एक समय निश्चिन्त सूति गेल हो। के पड़ओ आब किछु करबाक चक्र मे ? पर्याप्त
तं अछि । सब टा मौज करी,जीवी,खाइ-पीबी । ई कोनो आत्मग्लानि करबा योग्य विषय नहि रहैक जतेक राधा कें बुझाय लगलनि।

अपनएहि मनोदशा मे जीवैत एहन नोतल असकर एकान्त मे अपन आ भाव संग आइ
कए दिन बीति गेल छलनि। कए दिन गाम,लोक,समाज सँ अदृश्य अपन उपार्जित
एकान्त मे यद्यपि बुझाइत छनि सब किछु छनि उपस्थित, श्रीकृष्ण जत' सद्यः उपस्थित
होथि ओतहि तं छनि हुनक ब्रह्मांड उपस्थित ! मुदा ई बोध राधा कें एक रूपें तेना समृद्ध
कएने रहलनि आइ धरि जेना कठिनता सँ अर्जल पर्याप्त धन पर कोनो अकर्मक भ' गेल
धनिक! एक समय निश्चिन्त सूति गेल हो। के पड़ओ आब किछु करबाक चक्र मे ? पर्याप्त
तं अछि । सब टा मौज करी,जीवी,खाइ-पीबी ।...परन्तु जबकल बन्द धनक गति तं कर्पूर
जकाँ होइछ, बिलाइत-बिलाइत निङ्घाहे बिला जाइत छैक । यावत् याबत् ओ निश्चिन्त धनिक
जगैए, बूझैए ताबत भ' रहल रहैत छैक ओकरा पर कालदण्डक गंहीर प्रहार। ताबत् भ' चुकैछ ओ
अथबल-बेकार..हाथ मलैत-कछमछ उठैत-बैसैत...
तथापि जेहन अमूल्य धन श्रीकृष्ण कें मानि राधा छथि स्वयं मे श्री सम्पन्न धन्य परन्तु से
तकर स्वरूप की एही रूपे एहिना बहुत काल धरि राखल जा सकैत छैक- अनघट अक्ष्क्षुण्ण ?
की एकरो नहि होअ' लगतैक दिनानुदिन क्षय ? घटतैक नहि एकरो प्रभाव आ गुण ? यदि
ई एहिना एकरूप एकहि स्थिति मे, एकटा स्नेही प्रेमी, से भने राधे किएक नहि हो तकरा
प्रेमक प्रताप सँ मात्र रहतैक सुरक्षित? एहि प्रेम मे विकास हेतैक अपन एहने असकर समर्पित
परन्तु निजी एकान्थ मे ? ई बज्र एकान्तक उस्सर समय-भूमि मे प्रेमक लत्तीकतबा ऊँच कतबा
ऐल फैल चतरि सकतैक ...

भने कतबो पटाबथि राधा, जल नहि-अपना नोरे सँ तकरा।
ओहनो वनस्पति प्रेमहुक वनस्पति कें नोर नहि, नीर स्वच्छ शीतल नीरे
संवर्धित करैत छैक । बढ़बैत छैक ओकर शक्ति आ सौंदर्य आ बनबैत छैक
अपना अस्तित्व सफल होयबा योग्य तैयार।
ओकरा चाही नित्यक स्नेह संचारित गति विधि, व्यवहार ।
राधा किएक नहि सोचैत छी,
किएक नहि सोचलिऐक ई बात ?
जाहि प्रेम आ तकर अभिमान मे पड़ल रहि गेलहुं अनेरे एतेक दिन
असकर निष्क्रिय, जाहि स्नेहक स्वाभिमान मे अड़ल रहि गेलहुं
एते-एते समयक व्यर्थ दिन-राति,
तकरा कि एहि बाटे कहियो पाओल जा सकैत अछि?
बढ़ाओल जा सकैत अछि आगाँ? संभव छैक
एहि रस्ते पहुँचब ओहि ठाम जतए रूसल बैसल छथि अपनेक
बृन्दावन बिहारी लाल, किछु करबा मे लागल छथि।
देखाइ नहि पड़ैए। देखाइ पड़ैए मात्र अहाँक अपन आत्म पीड़न,

स्वयं के सीदित करबाक मोनक एक टा सुभितगर रोग
सुभितगर पर उनटि उठली मने मन राधा ।आखिर रोगे थिक ई'
बुझओलनि मन कें-' उठू, अपने आप कें करू तैयार।
पड़ल नहि रहू केहुनी पर भार देने, तरहत्थी पर राखि क' ठोढ़ी अपन,
एते-एते दिन-राति, राधा दाय ! की कहने रहथि ओहि सन्ध्या श्रीकृष्ण ?
आ केहन साफ-साफ, जेना कहने नहि, गाबि क' सुनौने रहथि अपन
विचार,आत्माक अपन उल्लास ! सत्ते, कहने नहि रहथि ताहि क्षण
गओने रहथि अहाँक लग अपन मनोराग ।
-केहन आनन्द छैक राधा, करबा मे कोनो उपकारक काज ? स्वयं
कोनो कारणें अशक्य-असहाय जे भ' गेल हो,
क्यो नहि हो जकरा देखनिहार, क' देबा मे ओकर बहुत जरूरी काज ?
केहन लगैत छैक मोन कें खुशी? से करबा मे त्रुटि भ' गेने
मन भ' जाइत छैक कतेक खिन्न,
बुझाय लगैत छैक केहन अकर्मक, उदास ?



किछु रंग फगुआकः धीरेन्द्र प्रेमर्षि

कोन रूप फगुआ खेलाएब ?

दिनभरिक पसेनासँ

राति हमर पेट भरए

जिनगीक चितापर

सेहन्ताक लाश जरए

होड़ी कोना हम गाएब!

कोन रूप फगुआ खेलाएब!

परुकँक देल वचन

खूब खाएब पूआ

बौआलए अङ्गा, आ

घरनीलए नूआ

जेठक इनारसँ

घीचैए पानि श्रम

गगरी कखन भरि पाएब!

कोन रूप फगुआ खेलाएब!

आश लेने हिरदय

नइ कहियो जुड़ाएल

साँसक चिड़इ एतबा

मुफतहि उड़ाएल

चूरि चूरि पाथर

थुराएल अछि हाथो

आब कोना डम्फा बजाएब!

कोन रूप फगुआ खेलाएब!

मधुसनक बोलहुटा

हमरालए गीत हएत

सन्तोषक मुस्की

अभावोक मीत हएत

नेह भरल जिनगी थिक

सतरङ्गी इन्द्रधनुष

कोन काज रङ्गे उड़ाएब!

एहिना हम फगुआ खेलाएब।

वि.सं. २०४९/११/२५

**फगुआ गीत**

नायकः एमकी होरीमे गोरी मचेबै हुड़दंग

केओ कहै मतवाला कि कहै रे मतंग

नायिकाः एमकी होरीमे जोड़ी चढ़ेलौँ कि भंग

किए हमरा सताबैत, करै छी एना तंग

नायकः होरीक ई बलजोरी गोरी प्रेमक बस इजहार छै

आलिंगनमे अहाँ छी तैसँ फगुओमे ई बहार छै

नायिकाः बड़ लागए सोहनगर ई प्रेमक तरंग

मुदा कटि ने जाए ककरो नजरिसँ पतंग

नायिकाः मदमातल ई पवन बहैए, चिनगी जुनि सुनगाउ यौ

झुलसए नइ ई प्रेमचिड़ैया, लऽग ने आरो आउ यौ

नायकः अहाँ हमरा बूझै छी किएक अवढंग

हम तँ प्रेमक बजाबै छी मन मिरदंग

नायकः रंगक नइ उत्सव ई खालि जिनगीक सेहो वसन्त छै

रंगि ली मनकेँ प्रेमक रंग तँ केहनो पतझड़ अन्त छै

नायिकाः एना हियामे पिया नइ जगबू उमंग

नइ तँ सैँतल ई मनमे छिलकि जाएत रंग

असली रङ्ग उड़ेलियै ना

पुरुषः बिहुँसैत फगुआ फेरो आएल

मनमे नव उमङ्ग समाएल

डम्फा बजैबे, होरियो रे गेबै,

छाती जुड़ेबै ना

हम तँ रङ्ग उड़ेबै ना

स्त्रीः बिहुँसैत फगुआ फेरो आएल

मनमे नव उमङ्ग समाएल

नचबै नचेबै, गेबै गबेबै,

छाती जुड़ेबै ना

हम तँ रङ्ग उड़ेबै ना

पुरुषः नव पल्लव लऽ गाछ पनुघलै

नैनकेँ चहुँदिस फूले सुझलै

स्त्रीः दैव रे की भऽ गेल ई हमरा

सबतरि देखी भमरेभमरा

पुरुषः गोरीक छमछम बाजैत पायल

कऽ गेल सोझे हमरा घायल

मरबै कि जीबै, प्रेमरस पीबै,

छाती जुड़बै ना

हम तँ रङ्ग उड़ेबै ना

स्त्रीः मन मन्दिर ई छल अजबारल

तोरहि मुरुतसँ गेल अजबारल

स्त्रीः सैंतल सेजौट गेल धङिआएल

तोहर बातसँ मन भङिआएल

पुरुषः एमकीक होरी, धारि गेल गोरी

छाती जुड़ेलियै ना

असली रङ्ग उड़ेलियै ना

वि.सं. २०५०/१०/३०

शिव कुमार झा-किछु पद्य ३..शिव कुमार झा ‘‘टिल्लू‘‘,नाम : शिव कुमार झा,पिताक नाम : स्व0 काली कान्त झा ‘‘बूच‘‘,माताक नाम : स्व0 चन्द्रकला देवी,जन्म तिथि : 11-12-1973,शिक्षा : स्नातक (प्रतिष्ठा),जन्म स्थान : मातृक : मालीपुर मोड़तर, जि0 - बेगूसराय,मूलग्राम : ग्राम $ पत्रालय - करियन,जिला - समस्तीपुर,पिन: 848101,संप्रति : प्रबंधक, संग्रहण,जे0 एम0 ए0 स्टोर्स लि0,मेन रोड, बिस्टुपुर
जमशेदपुर - 831 001, अन्य गतिविधि : वर्ष 1996 सँ वर्ष 2002 धरि विद्यापति परिषद समस्तीपुरक सांस्कृतिक ,गतिवधि एवं मैथिलीक प्रचार - प्रसार हेतु डॉ0 नरेश कुमार विकल आ श्री उदय नारायण चैधरी (राष्ट्रपति पुरस्कार प्राप्त शिक्षक) क नेतृत्व मे

संलग्न

!! हुरहुर (बाल साहित्य) !!

दलानक पांजरि गमकि रहल छल,
फलित तरू पुष्पित फुलवारी ।
कात सटल कट्ठा भरि लागल,
खसखस साग हरित तरकारी ।।
बाबा कमावथि सीता गुनि - गुनि,
हमर हाथ मे जऽलक गगरी ।
हुनक नैन सँ ओझल भऽ कऽ,
खूब चिबाबी गाजर ककरी ।।
लदल गाछ छल नेबो बरहर,
अनार शरीफा मधुर लताम ।
बिनु आज्ञा केयो पात जौ छूबय,
बाबा छीलथि ओक्कर चाम ।।
दीर्घ पिपासित किछु गाछ कॅपै छल,
ढ़ारि देलहुँ भरि गगरी नीर ।
झन्न पीठ पर लागल चटकन,
उमड़ल व्यथा गेल देह सिहरि ।।
खसि पड़लहुँ कात परती मे,
तमकैत बाबा लगलनि दुत्कारय ।
अछि उदण्ड दीर्घटेंटी नेना,
हम्मर कोनो बात ने मानय ।।
पुष्पहीन अफलित गाछ पर,
देलक सभटा जऽल उड़ेल ।
नीक अधलाह गप्प बूझय नहि,
तेसर कक्षा मे चलि गेल ।।
भनसार आबि माय सँ पूछल,
थ्वलोचन डबडब नासिका सुरसुर ।
आड़ि मुरझायल थिक कोन झाड़ी,
बाउ ओहि अनाथक नाम हुरहुर ।।
माल जाल सँ फुलवारी बचवऽ लेल,
आड़ि पर मालिक ओकरा रोपय ।
सामन्ती जिरातक उपेक्षित सेवक,
खाद - पानि लेल ककरो नहि टोकय ।।
लेलुप जहानक अपवर्जी थिक
सओन जनमल वैशाखे उपटल ।
तीत पात मे पुष्प खिलय नहि,
उपहासे मे जीवन विपटल ।।

